'विदेह' ३८ म अंक १५ जुलाइ २००९ (वर्ष २ मास १९ अंक ३८)

 

वि दे ह *विदेह Videha বিদেহ http://www.videha.co.in विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

२.३.  अनमोल झा- कथा- प्राथमिकता

२.४ सुशान्त झा- रिपोर्ताज

२.५  नवेन्दु कुमार झा- रिपोर्ताज



२.६. कथा-मनस्ताप *कुमार मनोज कश्यप*



२.७. **चन्द्रेश**- पोथी समीक्षा

२.८.  जितेन्द्र झा -रिपोर्ताज

३. पद्य

३.१.  राजकमल चौधरीक दूटा अप्रकाशित पद्य

३.२.  जीवकान्तक टटका पद्य

३.३.  आशीष अनचिन्हार

**५. गद्य-पद्य भारती** -१. मूल उपन्यास-कोंकणी-लेखक-तुकाराम रामा शेट, हिन्दी अनुवाद-  डॉ. शंभु कुमार सिंह, श्री  सेबी फर्नांडीस, मैथिली अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह

२.मूल तेलुगु पद्य-

 अन्नावरन देवेन्दर-अंग्रेजी अनुवाद- पी.जयलक्ष्मी आ मैथिली अनुवाद-गजेन्द्र ठाकुर

६. बालानां कृते-१.  देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स); आ २. मध्य-प्रदेश यात्रा आ देवीजी- ज्योति

७. भाषापाक रचना-लेखन - पञ्जी डाटाबेस (आगाँ), [मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

8. VIDEHA FOR NON RESIDENT MAITHILS (Festivals of Mithila date-list)

8.1.Original poem in Maithili by Ramlochan Thakur Translated into English by Gajendra Thakur

8.2.THE COMET- English translation of Gajendra Thakur's Maithili NovelSahasrabadhani translated by Jyoti.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मेhttp://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी।

१. संपादकीय

वित्त मंत्री प्रणव मुखर्जी द्वारा ६ जुलाइ २००९ केँ प्रस्तुत भारतीय बजट २००८-०९ मे आर्थिक विकास दर ६.७ प्रतिशत रहल होएबाक सम्भावना व्यक्त कएल गेल अछि। एहि बेर करदाता लेल बेसिक छूट एक लाख ५० हजार टाका सँ बढ़ाकऽ एक लाख ६० हजार कएल गेल अछि। आयकर पर दस प्रतिशत सरचार्ज हटा लेल गेल अछि। सरकार नोट छापिकऽ निवेश करत।

रोजगार गारंटी योजनामे विस्तार कएल जएत, २५ किलो अनाज तीन टाका प्रति किलोक दरपर उपलब्ध कराओल जएत। किसान आ लघु उद्योगकेँ सस्ता कर्ज भेटत। निर्यात दबावमे रहने अर्थव्यवस्थामे सुस्ती अछि। खाद आ डीजल पर राहत देल जएत। प्रत्येक राज्यमे एक केंद्रीय विश्वविद्यालय स्थापित करबाक योजना अछि। नव आई.आई.टी. आ एनआईटी लेल ४५० करोड़ टाका खर्च करबाक योजना अछि। आयमे कृषिक हिस्सा जे १९४७ मे ५६ प्रतिशत छल से आइ १८ प्रतिशत भऽ गेल अछि। बजटक आर मुख्य विशेषता एहि प्रकारेँ अछि:-लॉ फर्मपर सर्विस टैक्स, आयकर छूटक सीमा महिला लेल भा.रु. १,९०,०००/- आ वरिष्ठ नागरिक लेल भा.रु.२,४०,०००/- कएल गेल, ग्रामीण सड़कक लेल १२,००० करोड़ रु. आबंटित, हृदय रोग सम्बन्धी दवाइ सस्ता हएत, बायो-डीजलपर कस्टम ड्यूटी घटत आ सोना-चानीपर बढ़त, कॉमनवेल्थ गेम लेल १६,३०० करोड़ रु. देल गेल, राष्ट्रीय गंगा प्रोजेक्ट लेल ५६२ करोड़ रु. आबंटित, यू.आइ.डी.(यूनीक आइडेन्टिफिकेशन प्रोजेक्ट) नंदन नीलेकनीक अध्यक्षतामे शुरू कएल जएत, अप्रैल २०१० सँ गुड्स आ सर्विसेज टैक्स प्रारम्भ आ पुनः ९% आर्थिक विकास दर प्राप्त कएल जएत।

नेपालमे सेहो वित्तमंत्री सुरेन्द्र पाण्डेय १३ जुलाई २००९ केँ प्रस्तुत अपन बजट(२००९-१०, वि.सं.२०६६-६७) मे किसान लेल ५००० लाख ने.रु. सब्सिडी लेल देलन्हि। मैथिली, भोजपुरी, थारू, लापचा, लिम्बू आ धीमाल भाषायी क्षेत्रमे कला-गामक विकास करबाक योजना अछि। २५०० लाख ने.रु. जनकपुर, राजबिराज, हुमला, मुगु, कालीकोट आ डोलपा हवाइ अड्डाक विकासार्थ देल गेल अछि। नव संविधानक ड्राफ्ट तैयार करबामे सभक सहयोग लेबाक आ शान्ति प्रक्रिया आगू बढ़ेबाक संकल्प सेहो व्यक्त कएल गेल। बिराटनगर रिंग रोड आ जनकपुर परिक्रमा (रिंग रोड) सड़ककेँ नीक बनाओल जएत। जनकपुरमे राजश्री जनक विश्वविद्यालयक स्थापना कएल जएत। धालकेबार-जनकपुर रोड अगिला वित्त वर्षधरि पूर्ण कऽ लेल जएत। डोम, मुसहर, चमार, दुसाध, खतबे आ गरीब मुस्लिम लेल सिरहा, सप्तरी आ कपिलवस्तु जिलामे एक-एक हजार घर (पूरा ३००० घर) बनाओल जएत। दलित आ गरीब मुसलमानक अठमा पास बालिका लेल (परसा, बारा, रौतहट, सरलाही, महोत्तरी, धनुषा, सिरहा आ सप्तरी जिलामे) स्कॉलरशिप देल जएत जाहिसँ ओ अपन पएरपर ठाढ़ भऽ सकथि। जाहि कोनो तकनीकी इंस्टीट्यूटमे ओ नामांकन लेमए चाहतीह ओहिमे हुनकर एडमिशन कम्पलशरी रूपेँ लेल जएतन्हि। उत्तर दक्षिण हाइवे (कोशी, कंकाली आ गंडकी कोरीडोर)क निर्माण कएल जएत। सिरहा, सप्तरी, उदयपुर आ सुनसरीमे कृषिक विकासक संग शिवालिक आ चूड़ पर्वत श्रृंखलाक संरक्षणपर ध्यान देल जएत। मैथिली भाषा, साहित्य आ संस्कृतिक विकासक लेल काज केनिहारकेँ पुरस्कृत करबाक लेल एक करोड़ ने.रु.क योगसँ महाकवि विद्यापति पुरस्कार गुथीक स्थापना कएल गेल अछि।

संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ १४ जुलाई २००९) ८१ देशक ८४८ ठामसँ २५,५८२ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ १,८५,३२५ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।

अपनेक रचना आ प्रतिक्रियाक प्रतीक्षामे।


गजेन्द्र ठाकुर

नई दिल्ली। फोन-09911382078

ggajendra@videha.co.in

ggajendra@yahoo.co.in

२. गद्य

२.१. कथा-सुभाषचन्द्र यादव-हमर गाम

२.२. प्रत्यावर्तन - आठम खेप-कुसुम ठाकुर

२.३.  अनमोल झा- कथा- प्राथमिकता

२.४ सुशान्त झा- रिपोर्ताज



२.५  नवेन्दु कुमार झा- रिपोर्ताज



२.६. कथा-मनस्ताप *कुमार मनोज कश्यप*



२.७. चन्द्रेश- पोथी समीक्षा

२.८.जितेन्द्र झा -रिपोर्ताज

सुभाषचन्द्र यादव-



चित्र श्री सुभाषचन्द्र यादव छायाकार: श्री साकेतानन्द

सुभाष चन्द्र यादव, कथाकार, समीक्षक एवं अनुवादक, जन्म ०५ मार्च १९४८, मातृक दीवानगंज, सुपौलमे। पैतृक स्थान: बलबा-मेनाही, सुपौल। आरम्भिक शिक्षा दीवानगंज एवं सुपौलमे। पटना कॉलेज, पटनासँ बी.ए.। जवाहरलाल नेहरू विश्वविद्यालय, नई दिल्लीसँ हिन्दीमे एम.ए. तथा पी.एह.डी.। १९८२ सँ अध्यापन। सम्प्रति: अध्यक्ष, स्नातकोत्तर हिन्दी विभाग, भूपेन्द्र नारायण मंडल विश्वविद्यालय, पश्चिमी परिसर, सहरसा, बिहार। मैथिली, हिन्दी, बंगला, संस्कृत, उर्दू, अंग्रेजी, स्पेनिश एवं फ्रेंच भाषाक ज्ञान।
प्रकाशन: घरदेखिया (मैथिली कथा-संग्रह), मैथिली अकादमी, पटना, १९८३, हाली (अंग्रेजीसँ मैथिली अनुवाद), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९८८, बीछल कथा (हरिमोहन झाक कथाक चयन एवं भूमिका), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९९९, बिहाड़ि आउ (बंगला सँ मैथिली अनुवाद), किसुन संकल्प लोक, सुपौल, १९९५, भारत-विभाजन और हिन्दी उपन्यास (हिन्दी आलोचना), बिहार राष्ट्रभाषा परिषद्, पटना, २००१, राजकमल चौधरी का सफर (हिन्दी जीवनी) सारांश प्रकाशन, नई दिल्ली, २००१, मैथिलीमे करीब सत्तरि टा कथा, तीस टा समीक्षा आ हिन्दी, बंगला तथा अंग्रेजी मे अनेक अनुवाद प्रकाशित।
भूतपूर्व सदस्य: साहित्य अकादमी परामर्श मंडल, मैथिली अकादमी कार्य-समिति, बिहार सरकारक सांस्कृतिक नीति-निर्धारण समिति।

## हमर गाम

बसंत रितु बीत गेल अछि । गरमी धबल जाइत छै । लेकिन भोरमे आ साँझमे शीतल आ सोहाओन बसात मंद-मंद चलैत रहैत छै तऽ लगैत छै बसंत अखन गेल नहि अछि, विदा होइत-होइत अपन झलक देखा रहल अछि ।

एकटा एहने साँझ कें हम गाम जा रहल छी । सुरूज एखन डूबल नहि छै । बुझाइत छै आध कोस जाइत-जाइत छिप जेतै । अखनुका रौदमे धाह नहि छै । सुरूज इजोतक विराट पिण्ड भरि लगैत छै, तापक प्रचंडतासँ रहित ।

हमर गाम सुपौलसँ डेढ़ कोस पच्छिम कोसी बान्हक भीतर अछि । आरि-धूर, बालु आ धार टपय पड़ैत छैक; तइँ हमर गाम धरि कोनो सवारी नहि जाइत अछि । पाँव-पैदल । दोसर कोनो उपाय नहि । हिस्सक छूटि गेलासँ आब गाम जायब अबूह बुझाइत अछि । कोनो टंटा ठाढ़ भऽगेल तखने हम जाइत छी । नहि तऽ बाल-बच्चा जाइत अछि, पत्नी जाइ छथि । आइ दू सालक बाद हम जा रहल छी । दू बर्ख पहिनो जमीनक ओझरी रहय आ आइ फेर वैह स्थिति अछि ।

गामक झंझट कहियो खतम नहि होइत अछि । हेबो नहि करत । सभ दिन किछु ने किछु लागले रहत। आइ क्यो जमीन धकिया लेलक तऽ काल्हि क्यो खढ़ काटि लेलक, परसू क्यो धान घेरि लेलक । एहि सभसँ हम कहियो पार नहि पाबि सकब ।

आइ धरि क्यो नहि पाबि सकल अछि । ई संसार एहिना चलैत आबि रहल छै । एहिना चलैत रहत । स्वार्थक क्षुद्रतामे डूबल । नाना प्रकारक छल-प्रपंच करैत, कखनो हँसैत, कखनो कनैत।

अनन्त विस्तारमे पसरल सूर्यक प्रकाशमे भासमान होइत ई पृथ्वी अपन अनेकरूपता सँ हमर चित्तकँ आकृष्ट करैत अछि । ग्राम्य दृश्यावलीक सुन्दरता हमर आत्मा कें मुदित करैत अछि । किन्तु थोड़बे कालक लेल । मन भटकि कऽ अस्तप्राय सूर्य दिस चल जाइत अछि । गामक झमेलमे ओझराय लगैत अछि ।

कोसीक पुबरिया बान्ह आबि गेल । बान्ह जे अपना भीतर लाखक लाख लोककँ घेरि कऽ अहुँछिया कटबैत अछि । बान्ह पर एक पल ठाढ़ भऽ कऽ हम पच्छिम भर नजरि खिरबैत छी । दूर-दूर तक कोनो बस्ती नहि । कोनो गाछ नहि । खाली माल-जालक खूरसँ उड़ैत धूरा । बान्ह पर सँ हमर गाम नहि देखाइत अछि । गामक काली मंदिर देखाइत अछि । मंदिर आइ डेढ़-दू सय बर्ष सँ स्थिर अछि । अस्थिर अछि बान्ह परसँ मंदिर धरिक रस्ता । कोसी कोनो चीजकँ थिर नहि रहय दैत छै । रस्ता-पेरा, आरि-धूर, खेत-पथार, घर-दुआर, लोक-वेद डगराक बैगन जकाँ गड़कैत रहैत अछि ।

बान्ह पर पहुँचिते चिंता होइत अछि। कोन बाटे-जायब ? घाट कोन ठाम छै? नाह चलिते छै कि बंद भऽ गेलै ? बन्द भऽ गेलै तऽ कोन ठाम पार होयब ? रस्ता हियासैत छी । दूर दू गोटय जा रहल छै । ओ दुनू निश्चिते धारक ओहि पार जायत । धारक एहि पार कोनो बस्ती नहि छै । हम ओहि दुनूक अनुगमन करय लगैत छी । चालि तेज भऽ गेल अछि । ध्यान झलफलाइत साँझ पर अछि ।

धार लग पहुँचि कऽ ओ दुनू अढ़ ताकि लेलक अछि । नाह नहि छै । दू-तीन टा भैंस अखने टपि कऽ ओहि पार पहुँचल छै । पानि देखि कऽ हम अटकर लगा रहल छी जे कपड़ा खोलय पड़त कि नहि ।

'कपड़ा-तपड़ा खोलह ।'- बगलसँ आबि कऽ सिबननन कहैत अछि आ एकटा पुरान मैल तौलिया हमरा दिस बढ़बैत अछि । अपन धोती ओ तेना कऽ समेटि लैत अछि जे बुझाइत छै जेना ओ बुट्टा पहिरने हो । जेना-जेना पानि बढ़ैत छै, तेना-तेना हम तौलिया ऊपर उठौने जाइत छी । सिबननन आगू अछि तइँ हम नि:संकोच तौलिया उठा कऽ नांगट भऽ जाइत छी ।

आब कने और आगू जा कऽ सटले-सटल तीन टा गाम छै __नरहैया, कदमटोल आ तकर पच्छिम हमर गाम मेनाही । हमरा पियास लागि गेल अछि आ हम ककरो ओहिठाम पानि पीबि लेबऽ चाहैत छी । मुदा सिबननन कहैत अछि- 'चलह, रामसरन ओतऽ पिबिहह । ' पता नहि कोन बात छै । रामसरन कनेक सुभ्यस्त अछि । कहियो सरपंच रहय । मुदा ओकर नाम सुनितहि हमरा पन्द्रह मन धान मोन पड़ि जाइत अछि जे ओकर पिता हमर पितासँ कर्ज लेने रहय आ कहियो घुरेलक नहि ।

सिबननन एहि ठामसँ फुटि जायत; उत्तर चल जायत, जतय पछिला साल उपटि कऽ बसल अछि । मेनाहीक लोक कटनियाक कारणे चारि ठाम छिड़िया गेल छै । सिबनन अपने दहियारी करैत अछि आ धीया-पूता खेती करैत छै; दिल्ली-पंजाब कमाइत छै । सिबननन हमर किछु खेत बटिया करैत अछि । ओही मे सँ एकटा कोलाक गहूम कमल घेरि लेने छै । तीस साल पहिने ई कोला हमरा बदलेन मे भेटल रहय । कमलक आधा हिस्सेदार बासदेव ई बदलेन कयने रहय । कमलकँ दोसर ठाम हिस्सा दऽ देल गेल रहैक, जे अखन धारमे छै । हमर बला कोला उपजैत छै, तइँ ओकरा लोभ भऽ गेल छैक ।

'काल्हि गहूम काटि लएह ।'- ई कहैत हम सिबननन कें विदा करैत छी। मोनमे फसादक भय अछि।अनेक प्रकारक आशंका अछि । मुदा गहूम तऽ खेतमे ठाढ़ नहि रहत । ओकरा तऽ कटनाइए छैक । चाहे क्यो लिअय । पाही आदमीक जमीनकँ लोक मसोमातक जमीन बुझैत अछि ।

रघुनीक दुआर पर थ्रेसर चलि रहल छैक । रघुनी अपने मरि गेल । धीया-पूता छैक । दू टा बेटा दिल्ली मे छैक । तेसर जे गहूम तैयार कऽ रहल अछि, तकर नाम छिऐक नट्टा । नट्टा हमरा बैसय कहैत अछि । घरक एक कात दू टा चौकी लागल छै । चौकी पर मैल खट-खट भोटिया बिछाओल छै । चौकी सँ सटले दच्छिन गाय, भैंस, बकरी सब रहैत छै । नाकमे निरंतर गोबर आ गोंतक दुर्गन्ध अबैत रहैत अछि । कोसिकन्हाक अधिकांश लोक एहिना रहैत अछि । जानवरक संग । जानवरक समान । जानवरक हालतमे।

हम ओहि मैल बिछौन पर आ दुर्गन्ध मे कनेक काल बैसल रहैत छी । थ्रेसर सँ उड़ैत गरदा आ भूसी भौक मारि कऽ हमरा दिस आबि रहल अछि । सोचैत छी ता कमलसँ गप कऽ ली । उठि कऽ कमल कतऽ चल जाइत छी । कमल अड़ल अछि । आधा गहूम कटबा कऽ ओ अपना ओतय लऽ आनत ।

हम क्षुब्ध भेल उठि कऽ नथुनी मुखिया ओहिठाम चल अबैत छी । नथुनिओ हमर बटेदार अछि । नौ कट्ठा मे तीन सेर मेथी हिस्सा दैत अछि । नथुनी अपन बेटीक खिस्सा सुनबैत अछि । एक मास पहिने कोना पाँच हजार कर्ज लऽ कऽ ओकर विवाह कयलक । दिल्लीमे दू मास रिक्शा चला कऽ कोना ओ कर्ज सधाओत । फेर ओ अचानक पुछैत अछि 'खाना खेलहक?'

'न' । - हम कहैत छिऐ ।

'कतऽ खेबहक ?'

'कतहु तऽ खेबे करबै ।'

ओ बेटी कें हाक दऽ कऽ हमर खाना बनबऽ कहैत छै ।

गाममे हमरा घर नहि अछि । अड़सठक बाढ़िमे घर जे कटल से फेर बनि नहि सकल । सभ बेर गाम अयला पर ई समस्या रहैत अछि जे कतऽ खायब, कतय रहब ।

भोजन करबैत काल नथुनी आश्वस्त करैत अछि जे ओ हमरा खातिर मछबाहि करत । अपन छोट भाइ धुथराकेँ ओ चिड़ै बझाबऽ कहैत छै । हम माछ आ चिड़ैक सुखद कल्पनामे डूबल सुतबाक चेष्टा करैत छी । निन्न नहि भऽ रहल् अछि । निन्न पर कल्हुका चिंता सवार अछि । गहूम जँ कमल लऽ गेल तऽ भारी बेइज्जती जाइत-जाइत सिबननन बाजल रहय । हमर देयाद बैजनाथ, कमल पर सन-सन कऽ रहल अछि ।

धन आ स्त्री संसारक सर्वोपरि सुख अछि । लोक एहि दुनूक पाछू बेहाल रहैत अछि । धन आ स्त्रीक तृष्णा कहियो शांत नहि होइत छै । आदमी तइयो एहि मृगतृष्णाक फेरमे पडि. कऽ भटकैत अछि आ दुख उठबैत रहैत अछि ।

हम अवधारि लैत छी जे दंगा-फसाद नहि करबाक अछि । कमल गहूम लऽ जायत तऽ लऽ जाउक । भोरमे निन्न टुटिते मोन पड़ैत अछि जे गहूम कटैत हएत । मुँह-हाथ धो कऽ खेत दिस जाइत छी । गहूम कटि रहल छै । कमल पहिनहि आबि जनकेँ कहि गेल छै जे गहूम ओकरे ओहिठाम जेतैक । जन सभ असमंजसमे अछि । हम कहैत छिऐक गहूम सिबननन ओतय जेतैक । बोझ उठबाक घड़ी संघर्षक घड़ी होयत।

हम घूरि कऽ टोल पर चल आयल छी । चाह पीबाक लेल रघुनाथकेँ तकैत छी । रघुनाथ दूधक जोगाड़मे गेल अछि । दूध आनत तखन चाह बनाओत । सिबननन अबैत अछि । ओ बहुत आशंकित आ बेचैन अछि। हमरा कमलसँ गप्प करय कहैत अछि ।

हम कमल आ ओकर दुनू बेटाकेँ बुझबैत छिऐ जे बकवाद आ दंगा-फसाद कयला सँ कोनो फायदा नहि छै । जाधरि फैसला नहि भऽ जायत, ताधरि गहूम तैयार नहि हएत । रघुनाथ दूध लऽ कऽ कमले ओतय चल आयल अछि । ओत्तहि चाह बनैत छै आ कपक अभावमे हम सभ बेराबेरी चाह पीबैत छी । चाह खतम होइते कमल उठि कऽ खेत दिस विदा होइत अछि । हमहूँ विदा होइत छी । हम सभ चाह पीबिते रही, तखने चारि-पाँच टा बोझ सिबननन अपना ओतय पठबा देने रहै । किछु और कने दूर पर जा रहल छै । कमल ई सब देखि क्रुद्ध भऽ जाइत अछि । मुदा आब तऽ खेल खतम भऽ गेल छै ।

हम जहिया कहियो गाम अबैत छी तऽ चाहैत छी धारमे नहाइ । हेलबाक मौका गामे मे भेटैत अछि । मेनाहीक पूब आ पच्छिम दुनू कात कोसी बहैत छै । पच्छिम कतका धारक पसार बहुत छै । पच्छिम, उत्तर दच्छिन जेम्हरे तकैत छी, तेम्हरे बालु आ धार । दूर-दूर धरि खाली दोखरा बालु जाहिमे पचासो बरखसँ किछु नहि उपजैत छै । मेनाही, परियाही आ भवानीपुर-एहि तीनू गामक लोक तबाह भऽ गेल अछि । पीढ़ी दर पीढ़ी हजारक हजार लोक कोसीक बालु फँकैत मेटा जाइत अछि ।

हाँजक हाँज सिल्ली पानि पर बैसल छै । पच्चीस-तीस टा लालसर भित्ता पर टहलि रहल छै । आब चिड़ै कम अबैंत छै । बहुत पहिने जहिया झौआ, कास आ पटेरक जंगल रहै, तहिया अनेक तरहक जल आ थल-चिड़ै अबैत रहै । पूर्णियाक शिकारी चिड़ै बझबैत रहै आ सुपौलमे बेचैत रहै । आब झौआ उकनि गेल छै आ कास-पटेर उकनल जा रहल छै । पहिने लोक झौआ, कास, पटेर बेचि कऽ किछु कमा लैत छल । जंगलमे झुंडक झुंड गाय-महींस पोसि कऽ जीविका चलबैत छल । खढ़िया, हरिन, माछ, काछु आ डोका मारि कऽ खाइत छल । आब सभ किछु खतम भऽ गेल छै आ जीबाक साधन दुर्लभ भऽ गेल छै।

धारक बीचमे छीट पर एकटा मछवाह पड़ल अछि । बगलमे जाल आ डेली राखल छैक । हम हेलि कऽ छीट पर जाइत छी । फेकुआ अछि । नथुनी मुखियाक भाइ । डेलीमे पाव भरि रेवा छै । तीन घंटाक उपार्जन । समुद्रक कछेरमे जेना लोक पड़ल रहैत अछि, हम तहिना बालु पर पड़ि रहैत छी । एहि दुपहरियोमे धार कातक हवा ठंढ़ा छै । कोसीक पानि ठंडा छै । कनिको काल पानि मे रहला सँ जाड़ हुअय लगैत छै । दूर एक आदमी असकरे डेंगी लऽ कऽ मछबाहि कऽ रहल छै । और कतहु क्यो नहि छै । धार आ बालुक निर्जन विस्तार ।

कोसिकन्हाक लोक साहस आ धैर्यपूर्वक कोसीक प्रचंडताक मोकाबिला करैत अछि आ अपन प्राण-रक्षामे लागल रहैत अछि । कोसीक उत्पात सहैत-सहैत ओ सभ पितमरू भऽ गेल अछि आ सब तरहक दुख सहबाक अभ्यस्त भऽ गेल अछि ।

बेरियाँ मे हम सत्तो ओहिठाम चल अबैत छी । सत्तो हमर पाँच कट्ठा खेत करैत अछि । खेतमे दस बोझ गहूम भेल छैक जे तैयार करत । थ्रेसर अनलक अछि । सत्तोक माय अपन दुखनामा सुनबैत अछि । इलाजक अभावमे मरल बेटाक सोगमे ओ कनैत अछि । आब जे एकटा बेटा-पुतहु छैक तकर अभेलाक कथा सुनबैत अछि । दुख हम नहि बँटबैक, तइयो सुनबैत चल जाइत अछि । ओकर कथा के सुनत ? ककरो छुट्टी नहि छैक । तइँ हमरा सुनबैत रहैत अछि ।

साँझ मे हम पंचैतीक ओरियान करैत छी । पंचक बुझेलो पर कमल तैयार नहि होइत अछि । फैसला होइत छै-ई खेत ओ लऽ लेत, बदलामे दोसर खेत लिखि देत। बैजनाथ कहैत छै जाधरि कमल लिखत नहि, ताधरि ई खेत छोड़बाक काज नहि छै। बैजनाथ खेत हथियाबऽ चाहैत अछि । जँ हम कहि दिऐक तँ ओ लाठीक जोरसँ खेत खाइत रहत । खेत पर कमलकेँ नहि चढ़य देत । एहि बात लेल ओ अनेक तरहेँ हमरा पर दवाब दऽ रहल अछि । कहैत अछि-तोहर पच्छ लेबाक कारणे कमल हमरा मरबेबाक लेल एकटा पिस्तौल बलाकेँ ठीक केने रहय ।

सत्तोक बकरी मरि गेल छैक । भोरमे निन्न टुटिते ओकर धरवालीक आवाज कानमे पड़ैत अछि । ओ सासुसँ पूछि रहल छै ___ बकरी कोना मरि गेलै ? ओकर सासु किछु बजैत नहि छै । चुपचाप बकरी लग जाइत छै । दुख आ आश्चर्य सँ बकरी कें देखैत रहैत छै । बकरी मुँह रगड़ि कऽ मरल छै । सत्तोक माय हमरा सुनाकऽ कहैत अछि-घुरघुरा काटि लेलकै की !

हम जाहि चौकी पर सूतल रही, बकरी ओकरे पौवामे बान्हल रहै । सत्तोक घरवाली ओकर गराक डोरी खोलि देने छै आ ऑगनमे जा कऽ सासु पर भनभना रहल छै-हद्दो घड़ी सरापैत रहै मरियो ने जाइत छैक !

सासु हमरा कहैत अछि-बहुत दिन पहिनहि बलि गछने रहै । कैक बेर पाठी भेलैक आ सब बेर बेचने गेलैक । अखनधरि चढ़ौलकै नहि ।

धुरि कऽ अबैत छी तऽ पता लगैत अछि बकरी डोमरा लऽ गेल छै । खाएत । सभ चीज पर मृत्युक छाया पसरल छै । पठरू माय लेल औनाय रहल छै। एम्हर सँ ओम्हर भेमिआइत दौड़ि रहल छै । दूइए-चारि दिन पहिने खढ़ धेने छै ।

सत्तो दुपहर मे दौन शुरू करैत अछि । पहिने अपन बोझ धरबैत अछि । आगू मे ओकरे बोझ राखल छैक। सत्तोक बेटी परमिलिया बोझ उठा-उठा थ्रेसर लग दैत छै । परमिलिया सतरह-अठारह सालक युवती अछि । स्वस्थ-सुगठित शरीर । ओकर जोबनक उभार पुरूष-सम्पर्कक साक्षी छै । ओ अखन सासुर नहि बसैत अछि । सूर्यास्त भऽ गेलाक बाद खुरपी-छिट्टा लऽ कऽ घास लेल जाइत अछि । संध्या-अभिसार ।

भोर मे अकचकाइत उठैत छी । क्यो आधा गिलास पानि ढ़ारि चानि थपथपा रहल अछि । आइ जूड़शीतल छै । सात-आठ बजे धरि चानि पर पानि पड़ैत रहैत अछि । ढ़लाय अपन छागर तकने फिरैत अछि । राति मे क्यो चोरा लेलकै । सोचने रहय बेचि कऽ कर्जा सधाओत । आब हताश भऽ गेल अछि ।

आइ धार मे मेला जकाँ लागल छै । लोक सभ मालजाल धो रहल अछि । छौड़ा सभ धारमे उमकैत अछि आ हो-हल्ला कऽ रहल अछि।

गाम मे आब हमरा कोनो काज नहि अछि । साढ़े तीन मन गहूम जे हिस्सा भेल अछि तकरा सुपौल लऽ जेबाक ब्योंत केनाइ अछि । साइकिल भेटितय तऽ डोमा दू खेप मे पहुँचा दैत । ने साइकिल भेटैत अछि, ने माथ पर लऽ जायवला कोनो आदमी। गहूम पितम्बर लग छोड़ि दैत छिऐ । पाँच-सात दिनमे ओकर गाड़ी सुपौल जेतै ।

दुपहर मे नट्टा परबाक माउँस बनबैत अछि । माउँस सुकन राम ओहिठाम बनैत छै आ भात नट्टा ओहिठाम । नट्टा बजा कऽ लऽ जाइत अछि । पीढ़ा सुकनक धाप पर लागल छै। हमरा भीतर छूआछूतक कोनो भावना नहि अछि । लेकिन आइ अचानक गाममे सुकन रामक ओहिठाम खाइत पता नहि कोना पूर्व-संस्कार जाग्रत भऽ गेल अछि आ कनेक काल धरि विचित्र प्रकारक संकोचक अनुभव करैत रहैत छी । फेर संकोचसँ उबरैत बजैत छी __सुकन भाय! आइ तोरा जाति बना लेलिअह । सुकन कहैत अछि जे आब ओ माल-जाल नहि खालैत अछि । बादमे एक गोटय हँसीमे कहैत अछि- तोरा सभ भठि गेल छह । तोरा सभकेँ जातिसँ बारि देबाक चाही ।

कोसी सभटा भेदभावकेँ पाटि देने छै। डोम, चमार, मुसहर, दुसाध, तेली, यादव सब एके कल सँ पानि भरैत अछि । एके पटिया पर बैसैत अछि ।

आब सूर्यास्त भऽ जायत । हम गामसँ विदा होइत छी । संगमे नट्टा आ गनेस अछि । एकटा साइकिल पर थोड़े-थोड़े गहूम लादने ओ दुनू पुनर्वास जा रहल अछि । गामक विकट जीवन पाछू छूटि रहल अछि । संग जा रहल अछि अनेक तरहक स्मृति । ई स्मृति हमर अस्तित्वक अंश बनि जायत आ जीवनमे अनेक रूप-रंगमे प्रकट होइत रहत ।

उपन्यास

-कुसुम ठाकुर,सामाजिक कार्यमे (स्त्री-बच्चासँ विशेष) , फोटोग्राफी आ नाटकमे रुचि । अन्तर्जाल पता:-http://sansmaran-kusum.blogspot.com/

प्रत्यावर्तन - (आठम खेप)

१४

१३ जून १९८५ के भारतीय नृत्य कला मन्दिर मे "मिस्टर नीलो काका" कऽ सफल मंचन के पश्चात् प्रति वर्ष अंतर्राष्ट्रीय नाट्य प्रतियोगिता मे मिथिलाक्षर आ "श्री लल्लन प्रसाद ठाकुर" जी कऽ नाटक सब बेर पुरस्कार लैत रहलैन्ह आ मैथिली दर्शक आ नाट्य प्रेमी के सब बेर एक टा नव सामाजिक विषय पर नाटकक नीक प्रस्तुति देखय के लेल भेँटैत रहलैन्ह।

१९८६ मे अंतर्राष्ट्रीय नाट्य प्रतियोगिता के लेल जहिया निमंत्रण आयल छलैक ओहि समय "श्री लल्लन प्रसाद ठाकुर"जी के लिखल नाटक सब मंचित भऽ चुकल छलैन्ह मुदा नव नाटक केर नाम ओ सोचि कऽ रखने रहथि। जहिया निमंत्रण आयल छलैक ओकर बाद कलाकार सब के एकटा बैठक भेलैक आ ओहि मे नाटक जे अन्तराष्ट्रीय समारोह मे जएबाक छलैक ओकर नाम बतायल गेलैक। नाटक केर नाम "लौंगिया मिरचाइ " सुनतहि कलाकार सब बड खुश भेलाह मुदा जखैन्ह इ सुनालाह जे मात्र नाम टा लिखल छैक तऽ पहिने त किछु कलाकार मायुस भेलाह मुदा सब बेर नाटक मे ओहिना होइत छलैक आ ता धरि कलाकार सब श्री लल्लन जी के प्रतिभा सँ परिचित भऽ गेल छलाह।

कलाकार सब केर बैठकी के बाद ओहि दिन राति मे बैसि कऽ पात्र आ "पहिल दृश्य" लिखि देलाह आ हमरा ओ कैयेक बेर सुनय परल। ओकर बाद रबि दिन सऽ रिहर्सल सेहो शुरू भऽ गेलैक। एक दृश्यक रिहर्सल कतेक दिन होयतैक। एक दिन साँझ मे देखलियैन्ह रिहर्सल स जल्दि आबि गेलाह आ आबिते कहलाह "आजु हम लिखय के मूड मे छी आ एक दृश्यक रिहर्सल कतेक दिन होयत। अहाँ सब खेलाक बाद सुति रहु आ हमरा लेल चाय बना कऽ राखि दिय हमरा आजु नाटक पूरा करबाक अछि"। इ सुनतहि हम कहलियैन्ह हम सुति जायब ता अहाँक संवाद सब के सुनत। हम नहि सुतब अहाँ चिंता जुनि करू हम चाय बना बना कऽ अहाँके दैत रहब। राति मे बच्चा सब खेलाक बाद सुति रहलाह हम चाय बना कऽ राखि देलियैन्ह आ बैसि कऽ किछु समय हुनक संवाद सब सुनलियैन्ह मुदा किछु समय बाद नीँद आबय लागल तऽ सुति रहालौंह। अचानक नीँद खुजल तऽ देखलियैन्ह लिखिए रहल छलाह ओहि समय ठीक ४:३० होइत छलैक। हुनका लग गेलहुँ तऽ कहलाह आब खतमे पर छैक एक बेर चाय पिया दिय। हम उठि कऽ चाय बनेलहुँ आ चाय दुनु गोटे चाय पिलहुँ ५:३० बजे तक "लौंगिया मिरचाइ" नाटक पूरा छलैक। इ नाटक सेहो कैयाक टा पुरस्कार पौलक।

"मिस्टर नीलो काका" के बाद जे नाटक सबस बेसी लोकप्रिय आ चर्चित भेलैक ओ छैक बकलेल। २९-४-बकलेल के अन्तराष्ट्रीय मैथिली नाट्य प्रतियोगिता के लेल कलाकार भवन एहि सिनेमा मेक मंचन भेल। एहि नाटक के सर्वोत्तम नाटक, सर्वोत्तम आलेख , सर्वोत्तम निर्देशक, सर्वोत्तम बालकलाकार, सर्वोत्तम प्रकाश परिकल्पना आ सर्वोत्तम मंच सज्ज्या के पुरस्कार भेटलैक आ नाट्य प्रतियोगिताक निर्णायक मंडलक अध्यक्ष आ फ़िल्म निर्देशक " श्री प्रकाश झा" मंच पर पुरस्कार दैत समय "श्री लल्लन प्रसाद ठाकुर जी" कs प्रशंसा करैत पता आ फ़ोन नम्बर माँगि लेलाह।

बकलेल नाटक केर किछु मास बाद अचानक एक दिन प्रकाश जी के फ़ोन अयलैन्ह आ फ़ोन पर कहलथिन्ह जे ओ एकटा फिचरेट फिल्म बना रहल छथिन्ह आ ओहि फिल्म मे मुख्य भूमिका करबा के छैन्ह, आ जल्दी दू तीन दिन के लेल पटना आबय परतैंह। ऑफिस सs छुट्टी लs पटना गेलाह आ दू तीन दिन के बाद आपस आबि गेलाहआपस अयला के बाद अपन ऑफिस स छुट्टी ल आ दू कलाकार के अयबाक लेल कहि चलि गेलाह। प्रकाश जी हुनका अपन कलाकारक चुनाव मे सेहो रहबाक लेल कहने रहथि।

कलाकारक चुनाव सs शूटिंग धरि करीब डेढ़ मास लागि गेलैक। शूटिंग बेतिया लग गाम मे भेल छलैक आ किछु बम्बई मे।सिनेमाक नाम छलैक " कथा माधोपुर की " ई सिनेमा पंचायती राज पर बनायल गेल छैक।

(अगिला अंकमे)


अनमोल झा (१९७०- )-गाम नरुआर, जिला मधुबनी। एक दर्जनसँ बेशी कथा, साठिसँ बेशी लघुकथा, तीन दर्जनसँ बेशी कविता, किछु गीत, बाल गीत आ रिपोर्ताज आदि विभिन्न पत्रिका, स्मारिका आ विभिन्न संग्रह यथा- ‘‘कथा-दिशा’’-महाविशेषांक, ‘‘श्वेतपत्र’’, आ ‘‘एक्कैसम शताब्दीक घोषणापत्र’’ (दुनू संग्रह कथागोष्ठीमे पठित कथाक संग्रह), ‘‘प्रभात’’-अंक २ (विराटनगरसँ प्रकाशित कथा विशेषांक) आदिमे संग्रहित।

प्राथमिकता

-बौआक मूड़नमे कतेक खर्च भेल हेतउ बुच्ची।

-तोरा सऽ कोन लाथ माय, यैह बीस-पच्चीस हजारक आस-पास।

-की कहले! बीस-पच्चीस हजार।

-हँ, ओहिमे भोज-भात, कपड़ा-लत्ता,लेआओन-हकार सबटा ने भेलै।

-अएँ गइ, एते पाइ छलनि ओझाक हाथपर।

-नै सब पाइ तऽ नै छलनि हाथपर, किछु एम्हर-ओम्हर, पैंच उधार सेहो भेलै।

-चल भगवतीक दया सऽ काज नीक जकाँ पार लागि गेलउ, जस देलकउ समाज आर की चाही। अच्छा कह तऽ बौआक सब भेकसीन (सूइ) सब पड़लै की नै।

-हँ गय पड़लै। मात्र दू-तीन टा बेसी दामी बला पन्द्रह सै, दु-हजार बला सब बाँकी छैक से दिया देबै बादमे।

-छिः छिः छिः। तोरा बेटाक भेकसीन बाँकी छउ देनाइ आ तू भोज केले हे। कोन मनुक्ख भेलँ तू...!!


सुशान्त झा

मैथिली भाषा- संस्कृति के रक्षाक लेल एकटा संस्था जरुरी अछि

यूट्यूव पर भटकि रहल छलहूं। नौकरी के व्यस्तता के वजह सं एतेक फुरसति नहि भेटति अछि जे यूट्यूब पर अपन मनपसंद गीत सुनि सकी। कोशिश रहैत अछि जे फुरसति भेटय त मैथिली गीत सुनी। मैथिली गीत जे सब यूट्यूब पर उपलब्ध अछि ओहि में बेसीतर बियाहक गीत आ भक्ति गीत सब अछि। मैथिली के विराट संसार में जे छिडियाल लोकगीत सब अछि तकरा सब के एकठाम पौनाई मुश्किल अछि। दोसर बात ई जे सब गीत के रिर्काडिंग सेहो नहि भेल छैक, भेलो छैक त ओकरा संकलन के काज बड्ड कठिन। गीत सब सुनिक मन नास्टेल्जिक भ गेल...कमला-बलान के धार आ राजनगर के मंदिर यादि आबय लागल। गजेंद्रजी के फोन केलियन्हि। हम जानय चाहै छलहुं जे की समस्त लोकप्रिय मैथिली गीत के वेबसाईट पर डालल जा सकैत छौ की। लेकिन पता चलल जे अहि में कापीराईट के संकट छैक। एखन अगर कियो मैथिली गीत संगती सुनय चाहैत

अछि त किछ वेबसाईट पर 10-20 टा गीत छैक या नहि त यूट्यूब पर ओकरा गीत खंगालय पड़तै। हम ई खोजै छलहु जे कोनो एकटा वेबसाईट होइत जतय दिल्ली बंबई स ल क अमेरिका तक में रहय बला मैथिल अपन भाषा में गीतसंगीत के आनँद ल सकितथि। दुनिया जहि हिसाब स बदलि रहल अछि ओहि में अंग्रेजी आ हिंदी के भाषाई साम्राज्यवाद स बचनाई बड़ड मुश्किल बुझना जाईत अछि। लेकिन अगर सतर्कता स नब तकनीक के उपयोग कयल जे त मैथिली गीतसंगीत के विराट संसार के मैथिल भाषी तक आसानी स पहुंचायल जाय सकैछ। मैथिली लोकगीत, नाटक, लोककथा आ आख्यान हमर बडड् पैघ धरोहर अछि। आ एकर सँयोजन के जरुरत छैक। अगर अहि स हम सब आम मैथिल के जोड़ सकी त एखनो बडड् उम्मीद अछि। लेकिन अहिलेल हमरा सबके मैथिली के सब रुप के दिल खोलि क अपनाबय पड़त अ पंचकोसी के ग्रंथि स बाहर आब पडत। अहि मुद्दा पर हम पहिनौ लिखि चुकल छी। दोसर बात जे आब बला जमाना आडियो विजुअल के छैक। पूरा दुनिया में लोक पढ़ै में दुर्भाग्यजनक रुप सं रुचि घटि रहल छैक। लोक आडियो आ विजुअल बेसी देखय चाहैत अछि। ई आब बला जमाना में आर बढ़त। अहि स इंकार नै। एखनो जे मैथिल कहियो अपन जिनगी में एकटा मैथिली पोथी नै पढ़लन्हि ओ मैथिली के गीत सुनि क विभोर भय जाय छथि। आवश्यकता अहि बात के अछि हम सब कोन प्रकारे अहि विशाल समुदाय के अपन संस्कृति के अहि मजबूत उपकरण स जोड़ि क राखी। छिटपुट स्तर पर मैथिली में गीत संगती के कैसेट बनैत अछि, फिल्मों बनि रहल अछि आ आब एकटा टीवी चैनल के सेहो सुनगुनी अछि। लेकिन एकर कोनो संस्थागत प्रयास नहि भ रहल अछि। संविधान में भाषा के स्थान भेट गेलाके बादो हम सब सरकार स बड़ड उम्मीद नहि क सकैत छी। लेकिन अगर अहि दिशा में कोनो गैरसरकारी प्रयास इमानदारी स कयल जाई त एखनों बहुत काज कयल जा सकैत अछि। अहि दिशा में गजेंद्रजी के प्रयास वास्तव में स्तुत्य छन्हि जे बुहत मेहनत क क अहि दिशा में काज क रहल छथि। मैथिल बुद्धीजीवी सबके अहि पर विचार करय के चाहियनि आ कोनो तरीका खोजय के चाहियनि। अहि में बाद में सरकारी अनुदान आ विदेशी अनुदान स ल क वैयक्तिक अनुदान के कमी नहि रहत-ई हमर दृढ़ निश्चय अछि। कोनो ट्रस्ट या सोसाईटी के अधीन अगर ई काज कयल जाय आ नया विचार सामने आबय त ओ स्वागतयोग्य कदम होयत।



नवेन्दु कुमार झा, आकस्मिक समाचारवाचक सह अनुवादक, मैथिली संवाद, आकाशवाणी, पटना

१.रेलवेक श्वेत पत्रकँ लऽ कऽ चलि रहल अछि वाक् युद्ध

संसदमे प्रस्तुत वर्ष २००९-१० क रेल बजटमे भने बिहारक उपेक्षा कयल गेल हो मुदा बिहारक नेताकँ जेना एकर चिन्ता नहि अछि। परञ्च रेलवे मंत्री ममता बनर्जी द्वारा रेलवेक स्थितिपर श्वेतपत्र जारी करबाक घोषणाक बाद बिहार दू टा पूर्व राजनीतिक मित्र मुख्यमंत्री नीतीश कुमार आ पूर्व मुख्यमंत्री आ पूर्व रेलमंत्री लालू प्रसाद एक दोसरापर हमला कऽ रहल छथि। एक दिस रेल बजटमे बिहारक उपेक्षाकँ लऽ कऽ कांग्रेसकँ छोड़ि आन दल आ संगठन केन्द्र सरकारकँ अपन निशाना बना रहल अछि तँ दोसर दिस मुख्यमंत्री नीतीश कुमार रेल मंत्री ममता बनर्जीक प्रशंसा कऽ हुनका द्वारा रेलवेक स्थितिपर श्वेत-पत्र जारी करबाक घोषणाक

समर्थनमे ठाढ़ भेल छथि। बिहारक चुनावी राजनीतिमे पूर्व रेल मंत्री लालू प्रसादकँ जमीन धड़ा देलाक बाद मुख्यमंत्री नीतीश कुमार श्वेत-पत्रक माध्यमसँ पूर्व रेल मंत्रीकँ प्रदेशक राजनीतिसँ बेदखल करबाक प्रयासमे लागल छथि।

वर्तमान वित्तीय वर्षक रेल बजटमे बिहारकँ कतिया देबाकँ मुद्दा बनेबाक बजाय श्वेत-पत्र जारी करबाक लेल सभ दिन बयानबाजी भऽ रहल अछि। ई विडम्बना कहल जा सकैत अछि जे रेलक मामिलामे पछुआयल बिहारकँ एहि बेरुका बजटमे नव घोषणाक मात्र लॉलीपॉप थमा देल गेल। कोनो नव परियोजना एहि बेर बिहारक हिस्सामे नहि आयल। पूर्व रेल मंत्री द्वारा रेलवे घोषित परियोजना सभपर रेल मंत्रीक रवैय्या उदासीन रहल तथापि ई मुद्दा श्वेतपत्रक आगाँ गौण भऽ गेल अछि।

रेलमंत्री द्वारा रेलवेक स्थितिपर श्वेतपत्र जारी करबाक घोषणाक बाद नीतीश कुमार जाहि तरहेँ सक्रिय छथि, ओहिसँ लगैत अछि जे ओ पूर्व रेल मंत्री लालू प्रसादकँ प्रदेशक राजनीतिसँ उखाड़ऽ चाहैत छथि। श्री कुमारक अनुसार वर्तमान रेल बजटमे पूर्व रेलमंत्री द्वारा रेलवेकँ लाभ देखेबाक जे हवाइ-चित्र प्रस्तुत कऽ जे बाजीगिरी पूर्व रेलमंत्री कयने छलाह, ओकर पोल खूजि गेल अछि। एहिसँ आँकड़ाक जे खेल खेलल गेल छल से सोझाँ आबि गेल अछि।

ज्योँ पुरान मित्र हमलापर हमला कऽ रहल होथि तँ भला पूर्व रेलमंत्री कोना चुप बैसि सकैत छथि। पूर्व रेलमंत्री लालूप्रसाद रेलवेक स्थितिपर श्वेतपत्र जारी करबाक घोषणाकँ एकटा चुनौतीक रूपमे स्वीकार कयलनि अछि आ सात दिनक भीतर श्वेतपत्र जारी करबाक चुनौती रेलमंत्रीकँ देलनि अछि। श्री प्रसादक अनुसार रेलवेक भेल लाभ पूर्वक संयुक्त प्रगतिशील गठबंधन सरकारक उपलब्धि छल मुदा कुण्ठासँ ग्रसित भऽ वर्तमान सप्रग सरकारक रेलमंत्री एहिपर आँगुर उठा रहल छथि।

कहल जाइत अछि जे दुश्मनक दुश्मन दोस्त होइत अछि आ एहि तर्जपर ममता बनर्जी द्वारा लालू प्रसादपर अपरोक्ष हमला कयलाक बाद नीतीश कुमार श्री प्रसादकँ अपन निशाना बना रहल छथि। रेलवेक बहन्ने दुनु पुरान मित्रक भऽ रहल वाक् युद्धमे बिहारक हक मारल जा रहल अछि, एकर सुधि लेबाक फुर्सत ककरो नहि अछि।

२.ममताक रेल बिहारमे भेल डिरेल्ड

लगातार तेरह बरख धरि रेलवेक लेल विशेष महत्व राखयबला बिहार एहि बेरुका रेल बजटमे कतिया गेल। गोटेक डेढ़ दशक धरि जार्ज, नीतीश, रामविलास आ लालू जाहि तरहेँ रेल बजटमे बिहारमे सरपट रेल दौड़बैत छलाह, ओहिसँ बिहारक जनताकँ अहू बेर पैघ आशा छल। मुदा रेलमंत्री ममता बनर्जीक रेल बजट पूरा देशमे सरपट दौड़त बिहारमे डिरेल्ड भऽ गेल। पूर्वक बिहारी रेलमंत्रीसँ नाराज ममता दीदी बिहारकँ मात्र लालीपाप थमा श्वेतपत्र जारी करबा तेहन शगूफा छोड़लनि अछि जे बिहारक नेताकँ अपन हकक याद बिसरा गेल अछि आ ओ श्वेतपत्रक बहन्ने एक दोसराकँ नीचाँ देखबऽ मे लागल छथि।

वर्ष २००९-१०क रेल बजटमे मिथिलांचल तँ जेना रेलवेक नक्शासँ गायब बुझा रहल अछि। रेलवे नव-घोषणाक प्रतीक्षा कऽ रहल मिथिलावासीकेँ ममता दीदी जेना बिसरि गेलनि। बजटमे बिहारक लेल कयल गेल आधा दर्जन घोषणामे सँ मिथिलांचलक हिस्सामे सीतामढ़ीसँ बैरगनियाक मध्य रेल-लाइनक दोहरीकरण आयल अछि। राजधानी पटना विश्वस्तरीय स्टेशन बनेबाक सूचीसँ गायब अछि, ओना रेलवेक अधिकारी एहिसँ मना कऽ रहल छथि, ओतहि दू टा नव ट्रेन पटनासँ राँचीक मध्य एकटा जन-शताब्दी आ झाझासँ पटनाक मध्य सवारी गाड़ीक संगहि गया आ जमालपुरक मध्य सवारी गाड़ीक घोषणा एहि रेल बजटमे कयल गेल अछि। आन नव घोषणामे पटना-सिकन्दराबाद आ पटना-पुणे ट्रेनक परिचालन प्रतिदिन, बाबूधाम-मोतीहारी एक्सप्रेसक विस्तार मुजफ्फरपुर धरि आ मुजफ्फरपुरक रास्ता राजधानी ट्रेनक परिचालनक घोषणा कयल गेल अछि। ममता दीदी नव नन स्टॉप ट्रेनसँ पटनाकेँ वंचित कऽ रेल मंत्री अपन मंशा स्पष्ट कऽ देलनि। एहि वर्ष चलयवाला १४ टा नव नन स्टॉप ट्रेनमे सँ कोनो ट्रेन पटनासँ नहि खूजत मुदा पटनावासी पटना जंक्शन भऽ कऽ जायबाला एहि ट्रेनकेँ टाटा-बाय-बाय कहि सकैत छथि।

३.चेतना समितिक आम सभामे नव पदाधिकारीक भेल चुनाव

मिथिलांचलक प्रतिनिधि सामाजिक संस्था चेतना समिति पटनाक सम्पन्न भेल वार्षिक आम सभामे वर्ष २००९-११क लेल नव पदाधिकारीक चुनाव कयल गेल। सम्पन्न चुनावमे उपाध्यक्षकेँ छोड़ि आन पदाधिकारी निर्विरोध चुनल गेलाह। समितिक निर्वर्तमान अध्यक्ष विजय कुमार मिश्र पुनः अध्यक्ष बनलाह तँ सचिव पदपर विवेकानन्द ठाकुर निर्वाचित भेलाह अछि। उपाध्यक्षक तीन पदक लेल भेल मतदानमे प्रेमकान्त झा, प्रमीला झा आ पुरुषोत्तम झा निर्वाचित घोषित भेलाह अछि। मधुकान्त झा, सत्यनारायण मेहता आ प्राणमोहन मिश्र संयुक्त सचिव, योगेन्द्र नारायण मल्लिक कोषाध्यक्ष, जगत नारायण चौधरी, संगठन सचिव आ सुरेन्द्र नारायण यादवकेँ प्रचार सचिव बनाओल गेल अछि।



कुमार मनोज कश्यप

जन्म मधुबनी जिलांतर्गत सलेमपुर गाम मे। बाल्य काले सँ लेखन मे आभरुचि। कैक गोट रचना आकाशवानी सँ प्रसारित आ विभिन्न पत्र-पत्रिका मे प्रकाशित। सम्प्रति केंद्रीय सचिवालय मे अनुभाग आधकारी पद पर पदस्थापित।

मनस्ताप

आजिर भऽ गेल छल मोन फाईल निबटबैत-निबटबैत। मोन के कने हल्लुक करबा लेल कुर्सी सँ उठि अपन चैम्बर सँ बाहर निकलले रहि कि ऑफिसक पाछु ओहि कोन मे किछु देखि कऽ ठमकि गेलंहु। देखैत छी हमर अर्दली रामनिवास ककरो सँ मंद स्वर कनफुसकी करैत् किछु बुझबैत् ओ व्यक्ति अपन जेब सँ एकटा नोट निकाललक़ रामनिवास ओ नोट ओहिना पैंटक जेब मे राखि लेलक़ फेर ओहि व्यक्ति के आश्वस्त कऽ रामनिवास पाछु मुड़ल। अप्रत्याशित रुप सँ हमरा सामने देखि रामनिवास सकपका गेल् हवांस उड़ऽ लगलै चेहरा पीयर पड़ऽ लगलै पैर काँपऽ लगलै। चोट्टहि हमरा पैर पर खसि कऽ कानऽ लागल्''हाकिम! बड़ पैघ गलती भऽ गेल हमरा सँ हमरा एहि बेर माँफ कऽ दियऽ हम कान पकरैत छी ।'' हमर तामस टीक तक चढ़ल जा रहल छल् हमर अर्दली आ घूस ओकर की छैक?बदनामी तऽ हमर हैत। केयो कहैत तऽ बाद मे पतियबितौं आइ तऽ चोर सेन्हे पर धड़ा गेल।

लोकक भीड़ बढ़ले जा रहल छलै ज़ते मुँह, तते तरहक बात। कनिये कालक बाद डी०एस०पी० अपने आबि रामनिवास के पकड़ि कऽ लऽ गेलाह। रामनिवास कनैत पुलिसक संग जा रहल छल् हमरा मोन के उसास भेटल् ठोर सँ कठोर सजा भेटक चाहि एहन भ्रष्टाचारी के।

दिन बीतल् समय बीतल् हमहुँ तबदला पर दोसर शहर मे आबि गेलंहु। एक दिन विभागीय मंत्री के औफिस सँ फोन आयल -मंत्रीजी भेंट करऽ चाहि रहल छथि। मंत्रीजीक आदेश भेलनि जे पुरनका ऑफिसक ठेकेदार धर्मपाल एण्ड संस के सभ बकाया बील बैक डेट मे पास कऽ दियौ। डेड लाईऩ तीन दिन के भीतर भुगतान भऽ जेबाक चाही।

अनमनस्क मोन सँ हम पुरना बील सभ मँगा होटलक कक्ष मे बैसल पास कऽ रहल छी आन ऊपाईये की ऩोकरक लेल तऽ मालिकक आदेश सिरोधार्य। नोकरी करक अछि तऽ उचित-अनुचित सभटा करहि परत् हंसि कऽ की कानि कऽ । बील की छलैक सभटा झूठ्ठ बिना काज करबायल् आब परमेश्वरे टा रक्षक सैह सुमीरि दस्तखत केने जा रहल छी झूठक पुलिंदा पर।

जखन एतऽ आयले छी तऽ पुरनका मित्र सभ सँ भेंट-घाँट नहि केनाई सेहो कोनादन होयत । दोसर, मोनक भड़ास निकलि जाय तऽ मोनो हल्लुक होईत छैक । सैह सोचि पैर अकस्मात जिला जज के आवास दिस बढ़ि गेल। जिला जज कर्णजी हमर नीक मित्र मे सँ छलाह। बेचारे बड़ सहृदय लोक। जखन एहि ठाम पोस्टिंग रहय तखन एको दिन भेंट नहि भेला पर तुरत फोन आबि जाय जे निके छी कि नहि।

चाय-स्नैक्स के बीच मे चर्चाक मध्य हमरा मोन पड़ि गेल रामनिवास् मोन कि पड़ल कर्णजी के कनियाँ मोन पाड़लनि । छगुंता भेल जे रामनिवास एखनो धरि जेले मे आछ। कर्णजी हमरा तजबीज करैत बजलाह- ''सजा तऽ अपराध सँ बेसी भईये गेलैक मुदा हम जमानति एहि द्वारे नहि देलियै जे ओकरा आहाँ स्वयं पक़डने रहि।'' हम हुनका सँ जमानतिक आग्रह कऽ लौटि फेर पुरना बील मे ओझरा गेलंहु।

दोसर दिन बील सँ मगजमारी के बीच बाहर किछु आहट बुझना गेल मुड़ी उठौलंहु आगाँ मे रामनिवास दुनू प्राणी कऽल जोड़ने ठाढ़ छल। केयो किछु नहि बाजल दुनूक आँखि सँ आवरल नोर बहल जा रहल छलैक। हमरो मोन द्रवित भऽ गेल अंतरात्मा कान उमेठलक़ ''बीस रुपया लेल सेहो काज जल्दी करा देबाक लेल ज़ँ सजा पाँच मासक जेल छैक; तऽ बिनु काज करेनहि ठेकेदार के गरीबक लाखो रुपया पेयमेंट कऽ देबाक घोर अपराधक सजा कि हेबाक चाहि? उम्र कैद वा फाँसी वा ओहु सँ किछु बेसी?''

रामनिवास दुनू प्राणिक आँखि सँ दहो-बहो बहैत नोर साईत हमरा सँ यैह मूक प्रश्न कऽ रहल छल। आई हम अपराधी रुप मे ठाढ़ छी ओकरा दुनूक समक्ष बौक बनल।



चन्द्रेश




**संवेनशील मोनकँ छुबैत हुगली ऊपर बहैत गंगा**

रामभरोस कापडि भ्रमरक ३२ गोट कथाक संग्रह थिक हुगली ऊपर बहैत गंगा । एहि संग्रहक नामक अन्तिम कथा थिक । हीरा आ सोना बाईक माध्यमे कथाकार नारी मोनक संवेदनाकँ उभारिक भविष्यक सृजन दिस डेग उठाओल अछि । ई सत्य थिक जे नारीक देहक अवयवकँ कामुक पुरुष अपन धन सम्पत्ति बुझि ओएह व्यवहार करैत अछि जे नारीक मोनकँ दुःख ओ पीडामे भरिक कुण्ठित करैत अछि । नारी मात्र देह नहि थिक । नारी आ पुरुषक साहचर्य अबस्से सृष्टिक निरन्तरता थिक । एकर अर्थ ई नहि जे नारीक देहकँ खेलौना बूझिक खेलायल जाय । ओकर अंग प्रत्यंगकँ तोडि मरोडि अर्थात् अत्याचार क प्रेम ओ विश्वासके तोडल जाय । ई सत्य अछि जे आजुक भौतिकबादी युगमे धनक अतिशय लिप्सा अबस्से मानवीय मूल्यबोधकँ गिडने जा रहल अछि । जँ कि मानवीय चेतना आ मनुष्यता कुण्ठित क देल गेल अछि तँ अनैतिकताक अढमे छिडहरा खेलाओल जाइत अछि । धन मदक एंठी पर नग्न कामुकताक ताण्डव मचल अछि । दैहिक जरुरतिसँ बेसिए काम क्रीडामे भोग आ लिप्सा नयन रंजन भ गेल अछि । तँ विभिन्न मुद्रा अख्तियार क आवेग आ उच्छ्छासमे अमानवीयताक क्रूर आ पैशाचिक रुपक दिग्दर्शन होइत अछि । लाचार मे विचार कतय ? फलतः वासनाक भ्रमजालमे ओझरा क नैतिकता ओ मर्यादाकँ अतिक्रमण क कुत्सित मानसिकताक क्रूर रुप झलकि अबैत अछि ।

एहि शीर्षक कथामे हीरा असन्तोष आ खौंझीकेँ मेटयबाक लेल सोनाबाइक ओहिठाम अबैत अछि । ओकर एकमात्र उद्देश्य रहैत छैक जे मोनकेँ बहटारि लेब । सोनाबाइ अपन पेशामे कतहु कोनो कोताही नै करैत अछि । ओ आवेशक स्नेहिल स्वरमे लगीच अयबाक आमंत्रण अपन परिधान खोलि क दैत अछि । हीराकेँ ठकमुहरी लागि जाइत छैक । ओकर हृदयमे नारीक प्रति सम्मान भाव जागि जाइत छैक । ओकर मनोभावमे स्त्री संवेदना अस्मिताक पर्याय बनि उभरि अबैत छैक । सोनाकेँ हडबडी छैक जे एकटा ग्राहकसँ निपटत तँ दोसरक आश ? ओ बजैत अछि जे आउ ने,आनो ग्राहक खोज पडत ने (१४४) । हीरा हारल जुआडी सन मनोव्यथा की कहि दैत अछि जे सोनाक आँखि चमकि उठैत अछि । ओकर सबल मानवीय संवेदना उभरि अबैत छैक हम आइ पहिल बेर कोनो सुच्चा मनुक्खक दर्शन कयलहुँ अछि (१४६) । परिणतिमे दुनूक सुरक्षा भावमे अपनत्वबोध जागि जाइत छैक ।

तात्पर्य जे दैहिक भोगसँ बेसी मोनक राग जे हल्लुको आँच पर बरकैत रहैत छैक वा बेसिए आँच पर किएक ने, मुदा दुनू स्थितिमे अनुशासित रहैत छैक । यैह कारण थिक जे जीवनकेँ गति आ उष्मा देबामे स्त्री पुरुषक साहचर्य दोसरक पूरक बनैत अछि । आजुक समाजमे अमानवीयताक यैह स्थिति अछि जे स्त्रीकेँ चीरीचोँत क अपन पुरुषत्व देखयबाक दम्भ भरैत अछि ततय सोना आ हीराक बीचक घटित घटना कनेक अविश्वसनीयताकेँ पनुगबैत अछि । जतय सोनाक संग भेल अत्याचार स्वतः उघरैत व्यथा कथा कहैत अछि ततय ई पंक्ति सोना आन बाइ जकाँ तोडल मचोडल नहि गेलि रहय, बाँचल छलीह (१४४) सेहो अविश्वसनीय बुझाइत अछि । शिल्पक दृष्टिएँ अवस्से ई कथा कनेक कमजोर अछि, मुदा कथ्यक दृष्टिएँ रक्त आ स्नेहसँ जे अपनत्व बोध जगाओल गेल अछि से अबस्से मनुष्यक मनुष्यताक स्वाद चीखबैत अछि ।

आब ई प्रश्न उठब स्वाभाविके जे मनुष्यक मनुष्यताकेँ अमानवीय बनयबाक दोषी के ? की जन समाज ? समाज तँ लोकेक थिक । ई सत्य अछि जे आइयो हीरा सन गनल गूंथल लोक अछि । तथापि कामोत्तेजक भाव भंगिमा नेने दैहिक जरुरति बुझि वा फैशनपरस्त भ कुटिल पुरुषक अहं अबस्से स्त्रीकेँ भोगक सामग्री बुझि पबैत अछि जे मोनक तुष्टि हेतु कुविचारेँ पाश्विक आचरण करैत अछि । जं हीरा आ सोना बाइसन एक दोसरक प्रति समर्पण आ निष्ठा भावमे राग उभरय तँ निश्चिते अनैतिकताक अढमे होयत विकृतिक विषाक्त चद्दरि फाटत आ असली छवि जगजियार होयत । एतेक तँ निश्चिते जे विश्वास आ हार्दिकतामे स्त्री पुरुषक आकर्षण अबस्से जीवन सत्यक अढमे मानवीय आकांक्षाक पूर्तिमे सबल ओ सहायक सिद्ध होयत । हीरा आ सोनाक हृदयमे वास्तविक प्रेम भाव की अंकुरित होइत अछि जे सहजता ओ सरलतामे आन्तरिक जटिलताकेँ आरो सघन बनबैत अछि । नारी पूरक बनैत अछि । जेंकि अभिजातीय संस्कृतिक विरोध स्वरुप सामाजिक अस्मिताक व्यापक बोध अर्थात् स्त्री पुरुषक सहज आकर्षणमे आत्मिक स्वर उभरिक आत्मस्फुलिंग छिटकबैत अछि तेँ दुनूक संघर्षमे सामाजिक जीवनक यथार्थ झलकि उठैत अछि ।

आधुनिक चकचोन्हीमे अन्हरायलि भगजोगनी कथामे रेखाक भोगबादी लिप्सा ततेक आगाँ बढि जाइत अछि जे अपन बसल बसाओल घर उजारबासँ बाज नहि अबैत अछि । ओ बिसरि जाइत अछि जे अर्थलिप्सा सम्बन्धकेँ गीडि जाइत अछि । फल भेटैत छैक जे जखन जीवनक बोध होयत छैक तँ गत कर्मक तर्पण करैत अछि । ओ भ्रमजालमे जे अहुरिया कटैत छल से तोडि फेकैत अछि । यौन रुपमे उन्मत्त प्रेम आ घृणाक ढहैत देबालक बीच समाज आ सत्यसँ जे साक्षात् कराओल गेल अछि से अबस्से वैयक्तिक चेतनाकेँ धार दैत दाम्पत्य जीवनकेँ सफल बनबैत अछि । एहिमे प्रेम आ यौन सम्वन्धी गेंठकेँ फोलैत कथाकार उपसंस्कृति पर जमिक प्रहार कयल अछि । ई सत्य थिक जे दैहिक भूख लोककेँ कामुकतामे जकडि अबस्से देह मैथुनकेँ प्रश्रय दैत अछि । एतेक दूर धरि जे आवेगमे मनोविकार अपन ठोस रुप तत्क्षण प्रभाव जनबैत अछि । मुदा, काम भावक भूख सम्वन्धकेँ स्थायित्व नहि प्रदान करैत अछि तेँ असन्तोष पनुगैत अछि । सामाजिक दायित्व बोधक ई कथा थिक । ॅअन्हारमे भोतिआयल एकटा सिपाही गणेशक संस्मरण थिक । ई संस्मरणात्मक रिपोर्ताज थिक । कारण गणेशक संस्मरण उपस्थापितक ओकरे गुण गौरवकेँ परोसल गेल अछि । तें कथा सूत्रक निर्माण तेना भऽकऽ नहि भेल अछि जेना कि पात्रक परिप्रेक्ष्यमे घटना आ स्थितिक विवरणात्मक प्रस्तुति भेल अछि । साम्यबादी विचारधाराकेँ लऽकऽ कामरेड कथाक सृष्टि भेल अछि गरीब गरीब सभ एक हो ।

अर्थात् धनी गरीबक बीच जे असमानताक खधिया अछि से आरो चकरगर भेल जाइत अछि तकरे भरबाक भरपूर प्रयासमे ई कथा सृजित भेल अछि । सुपत कुपत आब हमहु सब कहबै (३७) । आत्मचेतना जगयबाक उद्देश्यैं ई कथा सृजित भेल अछि ।

पाइक आगाँ बेइज्जति आ गारि कथीक एहि पृष्ठभूमि पर उडान-कथा सृजित भेल अछि । कतार दिस उडान भरबाक लोभैं आ ढेर पाइ अर्जित करबाक सपना संजोगने रजिन्दर कापरकैं पहिलु एजेन्ट दस हजार टाका, दोसर अस्सी हजार आ तेसर खेप पन्चान्वे हजारक कर्जा पर लेल टाका बोहाइत छैक । ओ ठकाइत अछि तैयो ओकरा उडान भरबाक आशा छैक । ओ हृदयक कोनो कोनमे दमित इच्छाकैं संयोगने रहैत अछि जे कोना उडान भरी । जहिना धनक लेल जेबाक हाहुती तहिना एजेन्टकैं चाही लाभ । माने ई उडान की, दस हजारसँ पच्चीस हजार धरिक चोखे नफा । तात्पर्य जे दुनू गर भिडौने । तैं बेर बेर ठकाइतो लोक पुनि ठकाइत अछि । एहिमे पाखण्डी चरित्रक पर्दाफाशक संग केवल जीवन जीनाइयेक मात्र लुतुक नहि होयबाक प्रत्युत जीवन मूल्यबोधक लेल जीवाक ओकालति संकेत मात्रमे कयल गेल अछि ।

जय मधेशमे एक मधेश, एक प्रदेश लऽकऽ आन्दोलन अछि । मधेशी आ पहाडीक बीचक खधिया समानतामे पटि जाय । अयोधी मास्टरके जीवन कोहुनाक मास्टरीमे खेपायल आ एकमात्र बेटा अशोक कैं नोकरी नहि भेटब । तात्पर्य जे अपेक्षित योग्यता अछैतो व्यवस्थे तेहन वनल छैक जे मधेशकैं के पूछओ ? तैं आन्दोलनी जुलुसमे ओकर बुढायल देहक जोश की हिलोर मारय लगलैक जे ओहो कूदि पडल । ओकर अस्मिता की जागि उठलैक जे मधेशक लेल ओ किछुओ क सकैत अछि । राष्ट्रियताक परिप्रेक्ष्यमे अपन विचार, भावना आ समयके सत्य कैं उद्भासित कयल गेल अछि । जखन लोकक अस्मिता पर चोट लगैत छैक तैं ओकर मोन कचोटय की लगैत छैक जे स्वतंत्रताक हनन मंजूर नहि होइत छैक । मधेशी होयबा पर जे गौरवबोध होइत छैक से जखन एके देशमे विषमताक बोध होइत छैक तैं पीडाइत मोनमे आक्रोश पनुगैत छैक । एहिमे मानवीय जीवनक संवेदना झलकि उठैत अछि ।

गहनतम प्रश्नानुकूलतामे भहरैत नेओक जोड कथाक सृस्टि भेल अछि । एहिमे निरसन बाबूक पुत्री सरोजाक दुःस्थितिमे अन्त ओ रानीक संग छलाइत जीवनके कथाकार ओकर मार्मिक पीडाके उभारिक सामाजिक परिवर्तन दिस ध्यान आकृष्ट कराओल अछि । एतेक दूर धरि जे एकर जिम्मेवार के ? स्त्रीक त्रासक मार्मिक उद्घाटनक फलस्वरुप ई कथा फोकिला मानसिकताक दम्भकैं आरो उघार करैत अछि । ओढल अभिभावकत्वक नीतिकैं सरेआम चौबटिया पर नग्न क मानवीय जीवनक अनुभवसँ सम्पृक्त क निजी संवेदनाकैं सार्वभौमिक बना देल गेल अछि । एहि प्रकारैं एक दिस हृदयहीनता आ मूल्यहीनताकैं देखार कयल गेल अछि तैं दोसर दिस परिवर्तनक सुगबुगीमे मानवीय सोच आ संवेदनाकें आजुक परिस्थितमे ठोस दृष्टि द अमानवीयताक खोलकें चीटीचोंत करबाक सनेस बिलहल अछि ।

अन्ततः मे किसुनमाक ऊहमपोहक स्थितिमे जतय पत्नी उत्तीमपुरवालीक प्रति अनुराग भाव अछि से पंजाबमे कमाइत मनसूबा पोसने घर अबैत अछि तैं एकटा नेना? मासक फरक । आन बापक बच्चा अर्थात् अनकर जनमल बेटा । रहि रहिक ओकर हृदयकैं ई बात टीसैत की छैक जे सभटा मनोरथ भग्न भ जाइत छैक आ अन्तिम परिणतिमे नेनाक मूडी छपाक् क दैत अछि । निर्दोष आ अबोध बच्चाक हत्या ।

ई सत्य थिक जे निशंस हत्याक फलस्वरुप हृदय भावमे परिवर्तन आयब स्वाभाविक थिक । मुदा, अबोध वच्चाक हत्या ? तकर परिनति ? कथा जाहि विन्दु पर आबिक छोडि देल गेल अछि से आगाँक अपेक्षा रखैत अछि । तैयो, एकटा प्रश्न पनुगबैत सोचबाक लेल वाध्य करैत अछि ।

अमरलत्ती कथामे रेखाक माध्यमे ओकर बहसलि उद्दाम छविक वीभत्स रुप देखार कयल गेल अछि । ओ अमरलती बनि चतरैत की अछि जे सहारा बनैत आनक बसल बसाओल घरकैं उजारि पुजारि दैत अछि । अपन बनल घर तैं उपटाइये दैत अछि जे आनोक घरमे वास क ओकर सोनहल दुनियामे आगि पजारि दैत अछि । एहिमे रमेशक कामलोलुपताक रेखाक काम भाव जाग्रत

भ मायाजाल की पसारैत अछि जे आरो अहिमे ओझराइत जाइत अछि । एहि प्रकारें वासनाकेँ उभारिक पुरुष आ स्त्री वर्गक कुत्सित मानसिकताकें देखार कयल गेल अछि । सामाजिक कुव्यवस्था ओ एहिसं उपजल मानवीय व्यथाकें अवस्से कथाकार उभारल अछि ।

सम्बन्धक पीडामे आशाक हृदयमे बरकैत हृदयक उफान जे प्रेमक उपजामे मानसिक पीडा प्रतिफलित अछि तकर सशक्त चित्रण भेल अछि । प्रेम कहि सुनिक नहि होइत छैक आ ने कीनल बेसाहल जाइत छैक । जखन दूटा हृदय मिलैत छैक वा मोन मिलानी भ जाइत छैक तँ बाटमे केहनो रोडा अटकाओल किएक ने जाउक तैयो दुनू प्रेमी प्रेमिका हँसैत कनैत, संघर्ष पथ पर टकराइतो, खसितो उठितो पार घाट उतरिए जाइत छैक । सैह स्थिति आशा ओ संदीपक मोन मिलानीमे भेलैक । फल भेटलैक जे आशाक माय बापक हृदयमे उठैत विरक्ति भाव सम्बन्ध सूत्रकें खण्डित क देलकैक । आ आशा प्रेमक पणिामसँ उपजल मानसिक पीडाकेँ सहबाक क्षमता अपनामे विकसित करबाक प्रयास क रहलीह अछि (१३८) । सामाजिक यथार्थक रुप झलकाक कथाकार सामाजिक व्यवस्थाकेँ उघेसिक आत्मीयता ढंगसं लोकजीवनक चित्र उभारबाक प्रयास कयल अछि ।

बालमोनक सुलभ चंचलता ओ नेनपनक निश्चछलताकेँ स्मरण करैत नरेशक मोनमे स्मृतिक तरंग की प्रवहित भ अबैत छैक जे होयत छैक जे हमही किए ने अपनाकेँ नेना बनाली (१४२) । फ्लैश बैक कथाक माध्यमे कथाकार बालपनक अढमे निडरता, निश्च्छलता आ सौहार्द्र भावमे वचपनक प्रेमक अनुभूति जगाओल अछि तँ उमेरक चारिम प्रहरक पनुगैत भय, सुरक्षा, षडयन्त्र, सामाजिक विद्रूपता आदिसँ अपनाकें बँचबा बचयबाक प्रयासकेँ रेखाङ्कित करबाक । ई सत्य थिक जे नेनपनक बिताओल क्षणक मधुर स्मृतिमे लोकजीवन चाहैये, मुदा संघर्षमे सेहो जीवनकेँ फूट आनन्द अबैत अछि । सामाजिक व्यक्तित्वक दोगला मुंह अर्थात् सभ्य समाजक अंग बनबाक लेल लोक जे छल क्षुद्रमक खोल ओढने रहैत अछि । से अवस्से मानसिक बुद्धिकें कुण्ठित करैत अछि, सामाजिक समरसताकें खण्डित करैत अछि ।

नेपालीय मैथिली कथा साहित्यमे निस्सन्देह कथाकार भ्रमरक कथामे जीवनक राग अछि आ अछि नव युगक नारीक प्रति विशेष श्रद्धा भाव । तेँ हिनक बेसिए कथामे नारी जीवनक संघर्ष अछि । युग यथार्थक त्रासदी जे सामाजिक विडम्बनामे उपजैत अछि आ एकर कारक थिक सामाजिक व्यवस्था । तँ कथाकारक छटपटाइत मोन मे अबला नारीक चीख अछि आ परिवेशक दंशमे पीडाइत मानसिक व्यथा कथा । देह भोगमे टीसैत दर्द उभरि की अबैत अछि जे सामाजिक सत्यकेँ देखार करैत यथातथ्यक मोनक पीडाकेँ उगलि दैत अछि । टूटैत सम्बन्ध, छुटैत लोक, अर्थ लिप्साक मोह ओ दैहिक भोगमे पीडाइत कामुकता आ रोटीक समस्या नेने कथाकारक मोनमे कतेको प्रश्न छटपटी मचौने अछि तकरे सार्थक अभिव्यक्ति द सहज ओ सरल भाषा मे पाठकक सोझाँ परोसि देलनि अछि ।

कोनो सभ्यता संस्कृतिकेँ गतिशील बनाक राखब समाजक लोक दायित्व थिक । से ताधरि जाधरि ओ सामाजिक जीवनमे सार्थक भूमिका निमाहय । ई नहि जे सडल गलल परम्पराकेँ उघने व्यवस्थाक तरमे पीसाइत जीवनसँ कटल व्यवस्थाकें सत्य मानि फोकिला मानसिकताकेँ उघैत रही । जे सभ्यता संस्कृति जीवनमे नहि उतरि सकय तकर परित्याग करब उचित विहित थिक । ओ जीवनक अर्थक खोजमे प्रेमक आसरा लैत समयक परिवर्तनकेँ युगक अनुकूलेँ टांकिक नव समाज बनयबाक आकांक्षा रखैत छथि । तें कथाकार सामाजिक विसंगतिसं उत्पन्न विषमता ओ आर्थिक स्थितिक संग सांस्कृतिक आयाम पर जमिक विमर्श करबाक लेल प्रश्नकेँ पनुगबैत छथि । एहिमे हिनक परिवर्तनकारी सोच अबस्से उत्प्रेरक बनि नव सामाजिक मूल्यबोधक संवाहक बनैत अछि ।

हिनक लेखनी अबस्से शोषित पीडितक अस्मिता अधिकारक बात उठबैत अछि । ओ दबल कुचलल लोकक पक्षमे भ जाय । ई सत्य अछि जे हिनक प्रेममूलक धारणामे वासना जन्य उभार कनेक बेसिए उभरि आयल अछि से सत्ते कामुक पुरुषक दम्भोचित उपजा थिक । किएक तँ पुरुषक पौरुषत्व वासनामे विशेषे केन्द्रित भ आयल अछि । कथाकारक बेचैन मोनमे समतामूलक ओ प्रेममूलक धारा रसप्लावित अछि तँ अभावजन्य पीडामे पीडाइत शोषित वर्गक समस्या उभरि आयल अछि । स्त्री वर्गक प्रति जहिना

पुरुष वर्गक दम्भ, क्रूर मानसिकता ओ व्यवस्थाकेँ उजागर करैत अछि तहिना सम सामयिक प्रश्नक झडीमे रोटीक औकाति देखबैत अछि ।

एहि प्रकारेँ कथाकारक हृदयके व्यथासँ उपजैत अकूलाइत मोनक छटपटाहटिमे सुखाइत प्रेम भावनाकेँ खींचबाक आकांक्षा अछि तँ मूल्यहीनताबोधक प्रति तिक्ख आक्रोश । जीवनक व्यावहारिकता सँ सामाजिक मुद्दाकेँ उठबैत छथि । हँ, प्रश्नक झडीमे किछुक समाहार करैत छथि तँ यथातथ्य उपस्थापन सेहो । ओना, कथाक मूल स्वर हस्तक्षेप करिते अछि । ईहो सत्य अछि जे नारी अनुभूतिक रिक्त क्षणमे कथाकारकेँ रहि रहिक� नारीक मानसिकताक भूख दैहिक काम क्रीडामे ओझरा जाइत अछि । मुदा, ईहो सत्य थिक नारीक अन्तरमोनमे पैसिक जे मानसिक विकारकेँ स्वच्छ करबाक प्रयास भेल अछि से मात्र कामुकतामे नहि भऽकऽ सामाजिक मूल्यबोधक संवाहक बनिक उभरि अबैत अछि । उपसंस्कृतिक प्रति हिनक हृदयमे खोंझी आ असंतोष भाव अछि तं सामाजिक नैतिकता आ धार्मिकताक अढमे छिडहरा खेलाइत साम्राज्यवादी संस्कृति प्रति विद्रोह भाव मुखरित भेल अछि । मुदा, इहो देखल जाइत अछि जे भ्रमरक कथाकार कथा साहित्यमे जतेक कथ्यक प्रति सजग रहि पबैत अछि ततेक शिल्पक प्रति नहि । शैलिक दृष्टिएँ अवस्से हिनक कथाकार सजग नहि रहि पबैत अछि जे कथा सौन्दर्यकेँ बाधित करैत अछि । तें की ? भ्रमरक अनुभववादी दृष्टि सतत चौकन्न रहैत अछि जे अपन गाम घर, अडोसिया पडोसियाक देखल भोगल यथार्थक चिक्कन चुनमुन चित्रण करैत अछि । हिनकामे कहबाक क्षमता अछि जे शिल्पक विकासमे आरो सौन्दर्य आनि निखरत ।

जेँकि कथाकार भ्रमरक चौकन्न दृष्टि समाजक प्रति सजग अछि । तँ जीवन मूल्यक संवाहक बनैत ओ ओहि पात्रक सृष्टि करैत छथि जे समाजमे आइयो निरीह अछि । खासक नारी पात्र हिनक संवेदनशील मोनकेँ छुबैत अछि । ओ नारीक अधिकार ओ चेतनाबोधक पक्षधर छथि । ओ कखनो नारीक पक्षमे छाती तानिक ठाढ होइत छथि । मुदा, उपसंस्कृतिमे घेरायल नारीक वीभत्स छवि अबस्से हिनक हृदयकें पीडित सीदित करेत अछि । ओ कोनो परिस्थितिमे स्वाभाविक यथार्थक तहकें फोलिते छथि । तँ शोषणक विरोधमे झंडा उठबिते छथि । हिनक संवेदनशील मोनमे जीवनक प्रति रागात्मक बोध अछि । हं, हिनक कथाकार यथातथ्यकेँ हू बहू प्रस्तुति क दैत अछि से कैक स्तर पर । तें पात्रक चरित्र तेना भऽकऽ ठाढ नहि भऽ पबैत अछि जे होयबाक चाही । जाहि ठाम हिनक पात्रक चरित्र चित्रण सजीव भऽ उठल अछि ताहि ठाम कथाक सौन्दर्य अपन अपूर्व छवि छटा लऽ मुखरित भेल अछि ।

नेपालीय मैथिली कथा साहित्यमे भ्रमरक कथा मात्रात्यक ओ गुणात्मक दुनू दृष्टिएँ अपन प्रभाव छोडैत एकदिस जँ कथा साहित्यक भण्डारकेँ भरैत अछि तँ दोसर दिस कथा दृष्टिमे मूल्यबोधक संवाहक बनैत अछि । तँ मानवीय मूल्य बोधक जीवन दृष्टि नेने भ्रमरक कथा सामाजिक परिवर्तनमे अपन औकाति सिद्ध करबे करत आ भविष्यमे ऐतिहासिक मूल्यक वस्तु बनबे करत से आशा ओ विश्वास जगबिते अछि ।

ई संग्रह छपाइ सफाइक दृष्टिएँ देखनुक आ मनमोहक रहल अछि खासकऽ पोथीक आवरण विशेष आकर्षित करैत अछि ।

मनमीत कुटीर/राजपूत कालोनी

मौलागंज/दरभंगा ८४६०४

बिहार/भारत!

आशाक किरण



जितेन्द्र झा

मैथिलीभाषा धिरे धिरे आब विद्युतीय संचारमाध्यममे स्थान बना रहल अछि । दिल्लीसं सौभाग्य मिथिला नामक एकटा टेलिभिजन संचालन भेल अछि । इ सम्पुर्ण मैथिली टेलिभिजन रहल कहल गेल अछि । ई मनोरंजनात्मक टेलिभिजन अछि जाहिमे गीत नाद आ टेली श्रृंखला प्रसारणके प्रमुखता देल जारहल अछि ।

इ निश्चित जे जनसंख्याक अनुपातमे इ समुदायके अपन संचारमाध्यम नहि अछि। भारत आ नेपालक सीमामे बांटल प्रतीकात्मक मिथिला एखनो आन भाषाक माध्यमसं सुसूचित हएबाक बाध्यतासं मुक्त नहि भ' सकल अछि । ओना नेपालक किछु एफ़ एम आ नेपाली / भारतीय च्यानलसभसं मैथिली भाषाक माध्यमसं समाचार आ मनोरंजनक सामग्री एहि क्षेत्रमे पंहुच रहल अछि ।

टेलिभिजनमे मैथिलीके स्थापित करबाक प्रयास दिल्लीसं भेल । दिल्लीस संचालित नेपाल वन टेलिभिजनके मधेश स्पेशल कार्यक्रमसं मैथिली भाषामे समाचार आ गीतनाद प्रसारण भ' रहल अछि । दिल्लीसं प्रसारित नेपाल वनमे लगभग दु सालसं बेशी भ'गेल अछि एहि कार्यक्रमके । पहिने एक घण्टाक कार्यक्रममे मैथिलीमे समाचार,अन्तर्वार्ता आ मैथिली भोजपुरी गीत प्रसारण होइत छल आब वएह समयमे भोजपुरी आ थारुके सेहो सन्हिया देल गेल अछि ।

तहिना दिल्लीसं संचालित भोजपुरी भाषाक टेलिभिजनमे मैथिलीके किछु मिनेट भेट जाइत अछि । दिल्लीसं प्रसारित हमार आ महुवा टेलिभिजन मैथिलीमे कखनो किछु मैथिलीमे सामग्री देल करैत अछि । सहारा समयसेहो किछु दिन मैथिली भाषामे साप्ताहिक कार्यक्रम प्रस्तुत कएलक मुदा ओ निरन्तरता नहि पाबि सकल ।

मैथिली भाषा भारतक अष्टम अनुसूचिमे पडलाक बादो सरकारी संचार माध्यममे अपन स्थान नहि बना सकल अछि । दोसर दिश नेपालमे भारतसं संचालित नेपाल वन मैथिली भाषाक माध्यमसं मैथिली भाषीमे अपन अलग स्थान बनालेने अछि । नेपालक सरकारी टेलिभिजन नेपाल टेलिभिजनमे एखनो उपेक्षित अछि मैथिली। नेपालमे सभसं बेशी बाजल जाएबला दोसर भाषा मैथिलीमे निजी टेलिभिजनसभ किछु रुचि देखौलक अछि । काठमाण्डूसं प्रसारित सगरमाथा टेलिभिजन सांझमे लगभग 15 मिनटके समाचार प्रसारण करैत अछि त बिरगंजसं प्रसारित तराई टेलिभिजन सेहो मैथिलीमे मनोरंजनात्मक आ सूचनामुलक कार्यक्रम प्रसारण करैत अछि । नेपाल टेलिभिजनके मेट्रो टेलिभिजनमे साप्ताहिक मैथिली कार्यक्रम किछु एपिसोड चलल छल मुदा ओ निरन्तरता नहि पाबि सकल ।

मैथिली भाषाके प्रतिनिधित्व कएनिहार सशक्त संचार माध्यमके एखनो नितान्त अभाव अछि । सूचना प्रविधिक एहि युगमे मैथिलीके अपन अस्तित्व बचएबामे संचारमाध्यम सहायक भ' सकैया एहिमे किनको शंका नहि हएबाक चाही । जा धरि सशक्त संचार माध्यम मैथिलीके नइ भेट्त ता धरि इ कल्पना मात्र रहत जे मैथिलीक सुनिश्चित भविष्य अछि ।

अपार सम्भावनाक बादो संचारमे मैथिलीक सिकुडल काया कहिया पुष्ट हएत से कहब अनुमानो लगाएब कठिन।

३. पद्य

३.१. राजकमल चौधरीक दूटा अप्रकाशित पद्य

३.२. जीवकान्तक टटका पद्य

३.३. आशीष अनचिन्हार

३.४.पंकज पराशर- जानि नहि किएक

३.५.सुबोध ठाकुर- सनेश

३.६.निशाप्रभा झा (संकलन)

३.७.रूपा धीरू

३.८. ज्योति-बरसातक दृश्य

राजकमल चौधरीक दूटा अप्रकाशित पद्य

(सौजन्य डॉ. देवशंकर नवीन)

१.बही-खाता

एहि खाता पर हम घसैत छी

संसारक सभटा हिसाब

एहि खाता पर हम सदिखन घसैत छी

अपना कर्मक-अपकर्मक कारी किताब!

जे किछु कयने छी पाप-धर्म

जे किछु बुझने छी जीवन-रहस्य आ प्राण-मर्म

जे किछु बुझने छी प्राण-मर्म

जे किछु कयने छी पाप-धर्म

सभटा अंकित अछि एहि लाल बहीमे

एहि लाल बहीमे सभटा इच्छा, समग्र वासना

जे जतबा अछि जकरासँ लेन-देन

जे रखने छी हेम-नेम

सभ दर्ज भेल अछि

सभ दर्ज भेल अछि एहि लाल बहीमे

एहि लाल बहीमे सभटा इच्छा समग्र वासना

जे जतबा अछि जकरासँ लेन देन

जे रखने अछि हेम-क्षेम

सभ दर्ज भेल अछि

सभ दर्ज भेल अछि एहि लाल बहीमे

ककरासँ की लेने छी

हम सदिखन

स्नेह-दया, माया-ममता, घृणा-क्रोध

ककरा की करबाक अछि ऋणक शोध

एतबा दिनमे ककरापर

कतबा कर्ज भेल अछि

सभ दर्ज भेल अछि एहि लाल बहीमे

कविता लिखबाक केर ई लाल-बही

थिक हम्मर जीवन-खाता

हमर सभटा अपराध, ज्ञान, अनुभव

मोह-लोभ-संताप पराभव

इच्छा-अभिलाषासँ लीपल-पोतल

अछि एक्कर सभटा पाता

ई हम्मर लालबही थिक जीवन-खाता

जीवन-खाता

२.एकटा प्रेम-कविता

कतेक राति बितला पर

फूल पात तितला पर

मुदा इजोरिया उगबासँ कतेक पहिनें

एकटा म्लान-मुख स्त्री, अनचिन्हार

हमरा हृदयमे

किंवा अपन आँखिमे

किंवा अथाह समुद्र जकाँ पसरल अकाशमे

ताकि रहल अछि अप्पन अतीत

ताकि रहल अछि कहियो

कतेक दिन पहिनें केकरोसँ सूनल

कोनो गीत

ताकि रहल अछि अप्पन अतीत

एकटा म्लान-मुख स्त्री अनचिन्हार

बहुत राति बितलापर

फूल-पात तितला पर

मुदा हमरा निन्न आबि जाइत अछि

आ काँच सपना मे

बसन्त बहार नहि


जीवकान्त: एक अनौपचारिक प्रोफाइल। १९९९ मे साहित्य अकादमी पुरस्कारक लेल मंचपर।जीवकान्त-

पूर्ण नाम- जीवकान्त झा
पिता-गुणानन्द झा, माता-महेश्वरी देवी, जन्म तिथि-२५.०७.१९३६ स्थान अभुआढ़, जिला-सुपौल
शिक्षा-मैट्रिक (१९५५ उ.वि.डेवढ़), आइ.एस.सी. (१९५७ आर.के.कॉलेज, मधुबनी), बी.ए. (१९६४ बिहार वि.वि.स्वतंत्र छात्र), डिप.इन.एड.(१९६९ मिथिला वि.वि.)
नौकरी-उच्च विद्यालयमे सहायक शिक्षक। विज्ञान शिक्षक (उ.वि.खजौली १९५७-८१), हिन्दी शिक्षक (उ.वि.डेओढ़ एवं उ.वि.पोखराम १९८१-९८)
पहिल रचना-इजोड़िया आ टिटही (कविता, जनवरी १९६५ मिथिला मिहिर)
पहिल छपल पोथी- दू कुहेसक बाट (उपन्यास १९६८)
नवीनतम पोथी-खिखिरक बीअरि (२००७ बाल पद्य कथा), अठन्नी खसलइ वनमे (पद्य-कथा संग्रह) आ पंजरि प्रेम प्रकासिया (जीवन-वृत्तक अंश) प्रेसमे
पुरस्कार-साहित्य अकादेमी (दिल्ली १९९८), किरण सम्मान (१९९८), वैदेही सम्मान (१९८५)
प्रकाशित पोथी-
कविता संग्रह:

नाचू हे पृथ्वी (७१), धार नहि होइछ मुक्त (९१), तकैत अछि चिड़ै (९५), खाँड़ो (१९९६), पानिमे जोगने अछि बस्ती (९८), फुनगी नीलाकाशमे (२०००), गाछ झूल-झूल (२००४), छाह सोहाओन (२००६), खिखिरिक बीअरि (२००७)
कथा-संग्रह:
एकसरि ठाढ़ि कदम तर रे (७२), सूर्य गलि रहल अछि (७५), वस्तु (८३), करमी झील (९८)
उपन्यास:
दू कुहेसक बाट(६८), पनिपत(७७), नहि, कतहु नहि (७६), पीयर गुलाब छल (७१), अगिनबान (८१)
हिन्दी अनुवाद- निशान्त की चिड़िया (हिन्दी अनुवाद-तकैत अछि चिड़ै, साहित्य अकादमी, दिल्ली २००३)

वनदेवी

वनवासिनी स्त्री जंगलमे
भोजन तकबा लेल बौआइत अछि
झाँखुरमे पकड़ए चाहैए बटेर
बिछैए जंगली करैल आ खम्हारु
थोड़ेक जारनिक काठ जमा करैए

क्यो चिमनी ईंट भट्ठापर
पजेबा उघैए आ बोनि कमाइए
चुल्हि जरैत छैक बहुत नियारसँ
मुदा मिझाइत छैक पट दए

हाथ धरबा लेल कम मर्द उपलब्ध छैक
शहर दिस गेल जुआन नहि घुरलैए
रिक्शा घिचबाक बोरा उतारबाक जानमारू काजमे

बहुत पसेनाकेँ थोड़ कैंचा भेटैत छैक

वनवासिनी स्त्री सेहो छोड़ने जाइए वन

शहरमे सड़कपर राति कटबा लेल

आ दिनमे हवेलीमे झाड़ू-पोछा देबा लेल...

शहर ओकरा चिबा कए सुआ दैत छैक

ओकर खून चाटि कए नेहाल होइत छैक

शहरक मोटरमे

तेल जकाँ जरैत अछि वनवासीजन

शहरक आकाशमे

ओ डीजिलक धुआँ जकाँ बिलाइत अछि

बाघक प्रजाति उपटैत छैक

तँ चिन्ता घेरैत अछि जनमानसकेँ

अंडमानसँ लोहरदग्गा धरि

आ उजानक मुसहरीसँ नट्टिन सभक सिड़की धरि

उपटैत अछि वनवासी स्त्री-पुरुष

अगबे बसात रोदना करैए सुतली रातिमे

पहाड़मे गन्हाइत धार नोर बनि टघरैत अछि

बबुआन सभक करेज दिल्लीसँ चतरा धरि

पथर-कोइलाक खण्ड जकाँ सर्द अछि

(३०.०६.२००९)

आशीष अनचिन्हार



गजल १३

मछगिद्ध जँ माछ छोड़ि दिअए त डर मानबाक चाही

लोक जँ नेता भए जाए त डर मानबाक चाही

रंडी खाली देहे टा बेचैत छैक अभिमान नाहि

मनुख अस्वभिमानी हुअए त डर मानबाक चाही

अछि विदित शेर नहि खाएत घास भुखलों उत्तर

वीर अहिंसक बनए त डर मानबाक चाही

माएक रक्षा करैत जे मरथि सएह विजेता

माए बेचि जँ रण जितए त डर मानबाक चाही

सम्मानक रक्षा करब उद्येश्य अछि गजल केर

जँ उद्येश्य बिझाए त डर मानबाक चाही

गजल १४

मालक खातिर माल-जाल बनल लोक

देखाँउसक खातिर कंगाल बनल लोक

भूखक दर्द होइत छैक इजोतो सँ तेज

पेटक खातिर दलाल बनल लोक

वृत टूटल मिलल समानान्तर रेखा

बिनु कागजीक प्रकाल बनल लोक

सत्य-सत्य ने रहल ने रहल फूसि- फूसि

अपनेक लेल अपने जंजाल बनल लोक

सुस्जित आनन चानन ललाट

नुनिआएल देबाल बनल लोक

गजल १५

गप्प जखन बिआहक चलल हेतैक

गरीबक बेटी बड़ड कानल हेतैक

गोली लागल देह दसो दिशा मे

कुशलक खोंइछ कत्तौ बान्हल हेतैक

डेग-डेग पर निद्रा देवीक प्रसार

केना कहू केओ जागल हेतैक

सड़ि गेलैक एहि पोखरिक पानि

जुग-जुगान्तर सँ नहि उराहल हेतैक

विश्वास करु समान कम नहि देत

बाटे मे बाट भजारल हेतैक

गजल १६

जल-थल बसात लेल युद्ध

छोट-छीन बात लेल युद्ध

आदर्श बनाम आदर्शवादी

बुद्ध-गान्धीक गात लेल युद्ध

जर-जमीन-जोरु एतबा नहि

होटलक फेकल पात लेल युद्ध

नून नहि चटबए पड़तैक बेटी के

सोइरी सँ पहिनेहे गर्भपात लेल युद्ध

तकनीकी जुगक व्यस्तम व्यवस्था

साँझ होइते प्रात लेल युद्ध

जँहा देखलहुँ घर तहीं धर खसा लेलहुँ

असगरे मे अपन जिनगी बसा लेलहुँ

लोक फेकैत रहल पाथर पर पाथर

तकरे बीछि एकटा घर बना लेलहुँ

झोल लागल देबाल पर टाँगल उदासी

अहाँक हँसी टाँगि ऑकरा सजा लेलहुँ

मोन मे धाह , करेज मे भूर ,देह साबुत

अपन भावना के दरबार मे नाचा लेलहुँ

(अगिला अंकमे जारी)

**पंकज पराशर**

**जानि नहि किएक**

मोन मे नुकबैत छी

आँखि मे नुकबैत छी

बूझए नहि दुनिया

एहि सतर्कता सँ व्याकुल

दौड़ैत रहैत छी अपस्याँत

अहाँक छायाक भय सँ

अहर्निश!

सुबोध ठाकुर- गाम हैंठी-बाली, मधुबनी

सनेश
जो रे पवन तू ओहि दूर देश
पिआ बसए जाहि देश

छी हम व्याकुल आतुर हद तक
प्यासल छी हम अन्तर घट तक
जा कऽ दए आ हुनका ई सनेस
जो रे पवन तू

सावनक रास भरल महीना
कटए विरान हुनका बिना
सहि नहि सकब हम ई कलेश
जो रे पवन तू ओही दूर देश
पिआ बसए जाहि देश

आँखि कजराएल हमर
मेघक संग हेराएल
मनपर खसल बज्जर
रसक मात्रा बाँचल नहि शेष
जा कऽ दए आ हुनका ई सनेस

कटत केना राति अन्हरिया
ऊपरसँ जे चमकए बिजुरिया
मनक बढ़ल जाए कलेश
जा कऽ दए आ हुनका ई सनेश

पसरल अछि रंग रभसक बहार सगरो

मुदा हमरा लेल पसरल अन्हार सगरो
एनामे जे छोड़तथि रणभूमि
सखी सहेली उल्हन देत विशेष

दए कऽ तू आ पिआ कँ ई सनेश
जो रे पवन तू ओहि दूर देश
पिआ बसए जाहि देश।

निशाप्रभा झा (संकलन)

भगवती गीत

तारा नाम तोहार

तारा नाम तोहार हे जननी काली करथि पुकार

सतयुग कलयुग दुइ प्रति हारल

तीनू भुवन तोहार हे जननी तारा नाम तोहार।

अष्ट भुजा लए सिंह पर चढ़ली

देखइत सकल संसार हे जननी, तारा नाम तोहार।

सुर-नर मुनि सभ ध्यान धरतु हे

गले बैजन्ती माल हे जननी तारा नाम तोहार।

तारा नाम तोहार हे जननी, तारा नाम तोहार।

(अगिला अंकमे)।

प्रसव पीड़ा



रूपा धीरू

प्रसव पीड़ासँ छटपटाइत ओ

अइ कोलासँ ओइ कोला करैत

बोदरि छलि पसेनासँ,

किछु कालक पश्चात चौरीमे हलचल भेलैक

आ प्रसन्नताक लहरि पसरि गेलैक

ओकर बाप हाथमे राखल बहिंगाकेँ

खुशीसँ उछालि फेकलक दूर कऽ

ओ बड़ पोरगर नेनाकेँ जन्म देने छलि ।

ओ बड़ प्रसन्न छल

ई सोचि

जे काल्हि ई हम्मर

बाँहि पूरत, पँचपज्जी बोझ उठएबाक

सामर्थ राखत,

तखन फागुनेमे बेसाह लगबाक डर नहि रहत

प्रात भने गिरहतक खरिहानमे बोनि लेबाक लेल

बड़ हुलसगर मोनसँ पहुँचल ओ

हुनकर दलानपर बड़कीटा मोटर चमचमाइत छलनि

पता चललै जे गिरहतक पुतौहुकेँ

सातम महिना छियनि

दड़िभंगा जा रहल छथि

दुस्साहस कऽ ओ अपन बुधनी,

आ गिरहतक पुतौहुक तुलना कएलक

आ

बहिंगा ठामे गाड़ि देलक बोझपर

ओ गिरहतके नेहोरा करऽ लागल–

"मालिक परसौतीक लेल दालि चाउर

बड़ जरूरी छै

कने, बोनि ........"

"की बजलैं ?"

ओ गरजि उठलाह– "सार नहितन

जतराक बेरमे तौं .....

अपने भनसिया जकाँ

बूझैत छिहीक ?"

ज्योति 

बरसातक दृश्य

सड़क बरसातक पानि स तरल

जाहि पर गाड़ी तेजीसऽ बढ़ल

एक सनसनीक आवाज छल

पहिया सऽ कादोक फुहार निकलल

पदयात्री मोनेमोन खौंझाइत

एक तऽ गुप्प अन्हरिया राति

दोसर होयत घनघोर बरसाति

ताहिपर कादो छलय छितराति

दिवस सेहो अन्हारे हरदम

घर बैसक बड़ड बढ़िया मौसम

एकरसता मिटाबक ताकू मरहम

सुगन्धित ओराहल मकई गरम

कियौ बैसल छैथ ताश पसारिकऽ

कियो निकालैत उपन्यास संदूकसऽ

कियो बैसली कुरूसिया पकड़िक

कियो लगली गीतनाद सीखऽ

बच्चा सबहक हालत सबसऽ गड़बड़

खेलायक समयमे लागैत जेलसन घर

पढ़िकऽ मोन बहलाबक सलाह पर

सबटा मेघ घरेमे बरसल

१. मूल उपन्यास-कोंकणी-लेखक-तुकाराम रामा शेट, हिन्दी अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह, श्री सेबी फर्नांडीस, मैथिली अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह २.मूल तेलुगु पद्य-अन्नावरन देवेन्दर-अंग्रेजी अनुवाद- पी.जयलक्ष्मी आ मैथिली अनुवाद-गजेन्द्र ठाकुर

१. मूल उपन्यास-कोंकणी-लेखक-तुकाराम रामा शेट, हिन्दी अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह, श्री सेबी फर्नांडीस, मैथिली अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह

मूल उपन्यास : कोंकणी

लेखक : तुकाराम रामा शेट

हिन्दी अनुवाद : डॉ. शंभु कुमार सिंह, श्री सेबी फर्नांडीस.

मैथिली अनुवाद : डॉ. शंभु कुमार सिंह

श्री तुकाराम रामा शेट (जन्म 1952) कोंकणी भाषामे 'एक जुवो जिएता'–नाटक, 'पर्यावरण गीतम', 'धर्तोरिचो स्पर्श'–लघु कथा, 'मनमळब'–काव्य संग्रह केर रचनाक संगहि कैकटा पुस्तकक अनुवाद,संपादन आ प्रकाशनक काज कए प्रतिष्ठित साहित्यकारक रूपमे ख्याति अर्जित कएने छथि। प्रस्तुत कोंकणी उपन्यास–'पाखलो' पर हिनका वर्ष 1978 मे 'गोवा कला अकादमी साहित्यिक पुरस्कार' भेटि चुकल छनि।


डॉ शंभु कुमार सिंह

जन्म: 18 अप्रील 1965 सहरसा जिलाक महिषी प्रखंडक लहुआर गाममे। आरंभिक शिक्षा, गामहिसँ,आइ.ए., बी.ए. (मैथिली सम्मान) एम.ए. मैथिली (स्वर्णपदक प्राप्त) तिलका माँझी भागलपुर विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। BET [बिहार पात्रता परीक्षा (NET क समतुल्य) व्याख्याता हेतु उत्तीर्ण, 1995] ''मैथिली नाटकक सामाजिक विवर्त्तन'' विषय पर पी-एच.डी. वर्ष 2008, तिलका माँ. भा.विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। मैथिलीक कतोक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे कविता,कथा, निबंध आदि समय-समय पर प्रकाशित। वर्तमानमे शैक्षिक सलाहकार (मैथिली) राष्ट्रीय अनुवाद मिशन, केन्द्रीय भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर-6 मे कार्यरत।


सेबी फर्नांडीस

पाखलो

आइ रबि छैक। हमर निन्न कने देर सँ खुजल। हम अपन कम्मल सुलूकँ ओढ़ा देलियैक। ओछाओन पर पड़ल-पड़ल हमर नजरि देवाल पर गेल। गोविन्द अपना संगहि भगवानक फोटो ल' गेल छल। उज्जर रंगक देवाल पर आब कोनो फोटो नहि रहैक। ओ एकदम सुन्न बुझाइक।

हम ओछाओन पर बैसले-बैसल सोचैत रही। गोविन्द नोकरी करबाक लेल पणजी शहरमे छल। बाबूजीक मुइलाक पश्चात् ओ अपन मायकेँ अपना संगहि पणजी ल' आएल छल। हम दुनू गोटे एहि तम्बू मे रहैत रही। हम आ हमर भगिनी।

हम उठलहुँ, खिड़की खोललहुँ आ दरबाजा खोलहि वला रही कि एतबहिमे आलेक्सक आवाज सुनलहुँ।

“यौ पाखलो ! एखन धरि सुतलहि छी? पाखलो... यौ पाखलो.....”

बिना किछु बाजनहि हम दरबाजा खोलि देलियैक। हम दरबाजा बन्न केलहुँ आ एकटा बासन ल' कए लगीचक होटल जयबाक लेल ओकरा पाछू-पाछू चुपचाप चलि देलहुँ।

आलेक्स हमर नेनपनक मीत थिक। हमरा सभमे एखनहुँ घनिष्ठता अछि। एक्कहि ठाम काज करैत छी। ओहो ड्राइवर आ हमहूँ। एक्कहि कम्पनीमे नोकरी करैत छी आ एक्कहि रंगक ट्रक चलबैत छी।

हमरा गुमसुम चलैत देखि ओ बाजल...

औ जी ! कोन सोचमे डूबल छी?

किछुओ तँ नहि, हम अचकचा कए कहलहुँ।

किछु किऐक नहि? जँ अहाँक बियाह भ' जाय तँ भगिनीकेँ देख' वाली क्यो तँ भ' जेतीह?

एहि बात पर हँसितहि हम पूछि देलियैक...

हमरा के अपन बेटी देत?

ई बात सुनितहि ओ जोर-जोरसँ हँस' लागल।

ऐं यौ आलेक्स, अहाँक पासपोर्ट बनि गेल की? ओकर हँसी रोकबाक लेल आ किछु आर बाजबाक लेल हम ओकरा सँ पूछलहुँ।

हँ... आलेक्स बाजल।

तखन दुबई कहिया जाएब? हम पुछलियनि।

अगिला सप्ताह, प्रार्थनोत्सव केर बाद।

प्रार्थनोत्सव केर बाद?

हाँ बरु वैह दिन।

वैह दिन किऐक? उत्सवक बाद चलि जाएब...।

नहि, असलमे ओहि दिन हमर मीत जा रहल अछि एहि लेल हम ओकरहि संगे जा चाहैत छी।

तखन तँ अहाँकेँ हमरा कम्पनीक नोकरी छोड़' पड़त।

जाय दिअ एहन भिखमंगा नोकरी केँ? ओहुना हमरा सन लोक भारतमे रहि कए पाइ अर्जित क'सकैत अछि की? ओतए मजूरीयो तँ बेसी छैक?

तखन अहाँक विदेश जायब एकदम पक्का, की ने?

हँ...।

विदेश जुनि जाउ, पछिला किछु दिनसँ आलेक्स हमरा यैह कहैत छल।

हमरा बाटमे अड़ँगा जुनि लगाउ, हम हुनका चेतबैत कहलियनि आ चुपचाप बाट चलए लागलहुँ।

जखन गोविन्दजी गाम छोड़ि पणजी शहर रहबाक लेल गेल छलाह तखनहुँ हमरा बड़ खराप लागल छल। मुदा आब तँ आलेक्स अपन गाम आ देश छोड़ि परदेस जाइत छल, आइ हमरा कनेको खराप नहि लागि रहल अछि।

हम दुनू गोटे होटल पहुँचलहुँ। भीतर जयतहि सभ क्यो हमरा घूरि-घूरि कए देखय लागल। बुझाइत अछि जे ओकरा सबहिक नजरि हमर कैल टनटन केश आ कैल रोइयाँ पर चलि गेल हो, ओ मोनहि-मोन सोचलक। हमर कूर आँखि, उज्जर चाम आ गसगर देह...

पाखलो, अहाँक बासनमे दूध ध' दी वा चाह? होटलवला पूछलक। हम भरि बासन चाह ल' लेलहुँ। दू टा बड़का पाँवरोटी आ एकटा कांकण (छोट पाँवरोटी) लेलहुँ। आलेक्स अपन मीतक संग दुबई जाइवला बात करैत रहल। ओकर मीत ओतएसँ ओकरा लेल कोनो विदेशी समान लएबा लेल कहैत रहैक। विदेश जयबासँ संबंधित बात करएवला आलेक्सकेँ छोड़ि हम अपना घरक बाट लेलहुँ।

पड़ोसक रुक्मिणी मौसी हमरा घर आयल छलीह। ओ सुलूकेँ उठा कए मुँह धोबाक लेल कहलथि। हमहुँ अपन मुँह धो लेलहुँ। दू टा कपमे चाह ढ़ारलहुँ आ रूक्मिणी मौसीकेँ चाह पीबाक लेल कहलियनि।

औ बाउ! हम एकनहि घरसँ चाह पीबि कए आएल छी, आ ओहुना की हम होटलक चाह पीबैत छी?रूक्मिणी मौसीक एहि जबाब पर हम चुप रहि गेलहुँ। ताधरि हम सुलूक मोन बहटारि नेने छलहुँ। ओ थपड़ी पाड़ैत हमरा लग आयलि आ पूछ' लागल... मामा आइ रबि छियैक ने? आइ तँ अहाँ काज पर नहि जाएब?

हम हँ, कहि अपन माथ डोलौलहुँ।

मौसी आइ अहाँ हमरा अपना ओहिठाम नहि ल' जाएब। आइ हम एतहि रहब...मामा लग। ओ मौसीसँ बाजलि।

हँ दाइ.... हम ओना अहाँकेँ किएक ल' जाएब?

हम आ सुलू चाह पीबतहि छलहुँ तावत रुक्मिणी मौसी बरतन-बासन धोब' चलि गेलीह।

सुलूक बाबूजी ओकरा सम्हारबाक लेल तैयार नहि रहथि। ओहि समय ओ केवल डेढ़ बरखक छलीह। नीक जकाँ बाजियो नहि होइक। केवल दूई चारि शब्दहि बाजि सकैत छलीह। आब तँ ओ साढ़े तीन बरखक भ' गेल अछि, मुदा देखबामे पाँच-साढ़े पाँच बरखक बुझाइत छलीह। गोर-नार चेहरा। हम ओकरा माथ पर हाथ फेरलहुँ। मोम-सन नरम केश आ कूर आँखि। हम ओकरा आँखिमे देखलहुँ, ओहो हमरा आँखिमे देखलक। एक दोसराक आँखिमे हमरा सभक छवि समा गेल। ऐहन बुझाइत छल जेना ओ हमरा सँ किछु पुछ' चाहैत अछि। हमरहुँ आँखिमे एकटा चमक सन आबि गेल। एहन बुझाइत छल जेना ओ पूछए चाहैत छलीह, "अहाँक आँखिसँ हमर कोनो पुरान संबंध अछि ?" हमर नजरि ओकरा कैल केश पर गेल। ने जानि किएक ओकर गोर-नार चाम, कैल केश आ कूर आँखि देखि हमरा एहन प्रतीत होमए लागल जेना पूरा आकाश मेघसँ आच्छादित भ' गेल होअए, ठीक तहिना हमर मोन अतीतक स्मरणसँ भरि गेल...। एतबहिमे रुक्मिणी मौसी घरक काज पूरा क' कए अपन घर जाहि पर रहथि कि हम सुलूकेँ हुनका संगहि जयबाक लेल कहलियनि।

हम नहि जायब, सुलू अपन माथ डोला कए जबाब देलक।

नहि, नहि हमरा काज पर जयबाक अछि, अहाँ मौसीक संग चलि जाउ। दूपहरमे हम जल्दीए आबि जाएब आ अहाँकेँ ल' आएब, एतबा कहि हम सुलूकेँ समझएबाक प्रयास कएलहुँ।

सुलू कानय लागलीह। मुदा पछाति जा कए ओ मौसीक संगे जयबाक लेल तैयार भ' गेलीह। रुक्मिणी मौसी सुलूकेँ ल' कए चलि गेलीह। हम दरबाजा बन्न क' लेलहुँ। हमरा दिमागमे आयल सभटा पुरान स्मृति एकटा भयंकर गरज केर संगहि बिखरि गेल। बुझू हम अपना आपकेँ पूर्ण रुपेण ओकरहिंमे ताक' लागलहुँ.... अपन पहिचानक खोज करय लागलहुँ...।

गोविन्दक दादी द्वारा कहल गेल खिस्सा एखन धरि पाखलो केँ स्मरण छलनि।

शाली आ सोनू दुनू भाय-बहिन रहथि। गामक एकटा छोर पर हुनक घास-फूसक घर छलनि आ अपन किछु खेती-बारी सेहो रहनि। ओ अपनहुँ खेती-बारी करैत छल आ दोसरोक खेतमे काज करबाक लेल चलि जाइत छल। एकर अतिरिक्त ओ गरमीमे मजूरीयोक काज करैत छल।

एकदिन शाली लकड़ी काटबाक लेल जंगल गेलीह। कुमारि शालीक संग तीन टा आर स्त्री लोकनि छलीह। सभ दिनक भाँति ओ सभ लकड़ी काटि कए ओकर बोझ सेहो बना लेलथि, तखनहि ओकरा सभकेँ सीटी केर आवाज सुनबामे अयलनि। ओ चारू गोटे डरि गेलीह। ताहि दिन पाखलो (फिरंगी) जंगलमे शिकार करबाक लेल अबैत छलाह, ओ एहन सुनने छलीह। फिरंगी केर हो-हल्ला आ स्त्रीगण पर कयल गेल अत्याचारसँ ओ परिचित छलीह। ओहि सीटीक आवाज सुनि ओकर तँ जेना होशे-हवास गुम भ' गेल। ओ बहुत घबरा गेलीह। तावत हाथमे बंदूक नेने तीनटा फिरंगी ओतए पहुँचि गेल। बाघक समक्ष आबि गेलाक पश्चात् जेना आन जानवर लंक ल' लैत अछि ठीक ओहिना ओ सभ लकड़ीक बोझ छोड़ि भागल। तीनो फिरंगी ओकरा सभक पीछा करय लागल। अपन जान बचयबाक लेल भाग' वाली शाली गिरैत-पड़ैत बहुत थाकि गेल छलीह। आब आर बेसी गतिएँ दौड़ सकब ओकरा बुता केर बात नहि रहि गेल छल। ओ पाछू ताकलक, तँ देखलक जे एकटा फिरंगी अपन कन्हा पर बंदूक आ छाती पर एकटा तमगा लगौने ओकरहि पाछू दौड़ल आबि रहल छल। ओहि फिरंगीकेँ देखि शाली अपन जान बचएबाक लेल अपन अंतिम शक्ति लगा कए दौड़लीह। ओ सभटा स्त्रीगणकेँ पाछू छोड़ि आर जी-जानसँ दौड़' लागलीह। बहुत बेसी थकान हेबाक कारणेँ आब ओ थाकि कए चकनाचूर भ' गेल छलीह, जोर-जोरसँ उपर नीचाँ होमए बला ओकर छाती आब फाटि कए बाहर निकलि जाएत, ओकरा एहने

बुझाब' लागलैक। ओकर दौड़बाक गति मंद होम' लागलैक आ एतबहिमे ओ फिरंगी ओकरा लगीच पहुँचि गेल। लगीचक आन-आन स्त्रीगणकेँ छोड़ि ओ फिरंगी शालिएक दिस बढ़ल आ अंततः ओ शालीकेँ अपन बाँहिमे जकड़ि लेलक।

एतबहिमे पाछूओक दू टा फिरंगी ओतए पहुँचि गेल। ओहो सभ शालीक दिस अपन हाथ बढ़ौलक, मुदा ओ फिरंगी ओहि दुनू फिरंगीकेँ पुर्तगाली भाषामे किछु कहलक। ई सुनि ओ दुनू पाछू हटल आ आगू भागए वाली स्त्री सभक पीछा करए लागल।

फिरंगीक बाँहिमे शालीक साँस फूल' लागलैक आ ओकर वाक् सेहो बन्न भ' गेलैक। ओहि फिरंगीक देहमे शैतान आबि गेल छलैक।

क्रमशः

२.मूल तेलुगु पद्य- अन्नावरन देवेन्दर-अंग्रेजी अनुवाद- पी.जयलक्ष्मी आ मैथिली अनुवाद-गजेन्द्र ठाकुर

कवि अन्नावरम् देवेन्दर आन्ध्र प्रदेशक करीमनगर जिलासँ छथि आ तेलुगु भाषाक तेलंगाना बोलीमे तेलंगाना राज्यक संवेदना आ संस्कृति आ ओकर अलग राज्यक लेल संघर्षकेँ स्वर दैत छथि। हुनकर छह टा कविताक संग्रह छपल छन्हि। महात्मा जोतिबा फुले फेलोशिप २००१, रंजनी कुन्दुरती कविता पुरस्कारम् २००६, डॉ. मलयश्री साहिति पुरस्कारम् २००६, रांगिनेनी येनम्मा साहित्य पुरस्कारम् २००७ पुरस्कारसँ सम्मानित। ओ जिला परिषद, करीमनगरक पंचायती राज विभागमे सीनियर असिस्टेन्ट छथि।

पी.जयलक्ष्मी, ओस्मानिया विश्वविद्यालयक , निजाम कॉलेज हैदराबादमे अंग्रेजी विभागमे एसोसिएट प्रोफेसर छथि। विगत ३० बरखसँ अंग्रेजीक अध्यापन। हुनकर विशेषज्ञता अंग्रेजीमे भारतीय कविता, अनुवाद आ अनुवादशास्त्र अछि।२००३ मे भार्गवी रावक संग मिलि कऽ शीला सुभद्रा देवीक सितम्बर ११ आ ओकर परिणामपर तेलुगु काव्यक अंग्रेजीमे *वार अ हट्‌र्स रैवेज* नामसँ अनुवाद। २००७ मे गोपीक ननीलू केर अंग्रेजी अनुवाद। स्प्रिन्ग नामसँ अन्नावरम् देवेन्दरक कविताक अंग्रेजी अनुवाद प्रेसमे अछि।

(तेलुगु कविता: तेलुगुसँ अंग्रेजी पी.जयलक्ष्मी द्वारा, अंग्रेजीसँ मैथिली गजेन्द्र ठाकुर द्वारा)

पानि अछि , मात्र आँखिक नोर

ठोप, ठोपे टा मे

टपटप खसैत पानि ठोपे-ठोपे,

हम नहि कऽ सकैत छी वर्णित,

पानि नहि बहैत अछि निरावरोध,

सुबर्ना नहि अछि भरैत कखनो।

कलसँ भनसाघर धरि,

भनसाघरसँ सोझाँक बारी धरि

भागैत एतएसँ ओत्तऽ

एम्हर-ओम्हर करघाक नमरैत ताग सन

वस्त्रक संरचना सन

एक्के घुमानमे हम जाइ छी घूमि।

कनैत बाल, पानि भरबाक अछि काल

दूधक झोँक आ हमर रजस्वला एकान्त

हुँह ! सभटा एक्के बेर !

पानि मात्र सप्ताहमे दू दिन,

छौँकी आ झगड़ा कलपर

तैयो छी हम सभ स्त्री

जे रहैत छी मिलि कऽ

बेकाल मे

दैत प्राणोक उत्सर्ग।

ई सभटा झंझवात पानिये टा लेल

नहि कहि सकैत छी अहाँकेँ अपन पानिक समस्या-

सम्पूर्ण भोर खतम होइत अछि एहि १५ मिनटक कार्यक लेल

कनेक काल भातक बिनु बिसरियो सकैत छी

मुदा बिनु पानिक जीवन चलत?

एकत्रित भेल जे नहि अछि हमर बेटोक लेल पर्याप्त

ताहि लेल, रस्सा भरि नमगर पाँति।

के अकानैत अछि संघर्ष?

घर भरल लोक

गाछ जेकाँ ठाढ़

आकि कुरसी जेकाँ बैसल

तमसाइत हमरापर जे हम छी पछुआएल

दौगैत छी बिनु लक्ष्यक।

मुदा नहि हिलबैत छथि आँगुरो हमरा सहायतार्थ

हमर हाथ ओहि बोरिंगकेँ ठीक करैत भेल जे चोटिल।

ओहि पम्पकेँ पीटैत निकलैत अछि मात्र छुच्छ ध्वनि

हमर प्राण बहार भऽ जाइत अछि ओतए काज करैत

कर्र कर्र कर्र कर्र

हमर बाँहिक दर्द आ छातीक पीड़ा

पाताल धरि

पानि बिला जाइत अछि कतहु गहींर नीचाँ

मुदा तैयो नहि बकसैत

जे हम काज करैत छी खतम करबाक लेल

चम्मच भरि पानिक बुन्द

सेहो गन्हाइत।

कान्ह भेल भोथ

ठेला परल सुवर्णा उघैत

ब्लाउज फाटल

एकटा अल्प जीवनक बाद

हमरामे नहि अछि एकर जोड़-तोड़ करबाक सक्क

हम की कऽ सकैत छी बहिन?

पानिक चरचे मात्र

मृत्युक डरकेँ अछि खोंचारैत

पानि अछि, आँखिक नोर मात्र...

"नीलान्टे कन्नीले..." *मनकम्मा थोटा लेबर अड़डासँ*

बालानां कृते-

1.देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स); 2. मध्य-प्रदेश यात्रा आ देवीजी- ज्योति झा चौधरी

1.देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स)



देवांशु वत्स, जन्म- तुलापट्टी, सुपौल। मास कम्युनिकेशनमे एम.ए., हिन्दी, अंग्रेजी आ मैथिलीक विभिन्न पत्र-पत्रिकामे कथा, लघुकथा, विज्ञान-कथा, चित्र-कथा, कार्टून, चित्र-प्रहेलिका इत्यादिक प्रकाशन।
विशेष: गुजरात राज्य शाला पाठ्य-पुस्तक मंडल द्वारा आठम कक्षाक लेल विज्ञान कथा ''जंग'' प्रकाशित (2004 ई.)

नताशा: मैथिलीक पहिल-चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स)

नीचाँक दुनू कार्टूनकँ क्लिक करू आ पढ़ू)

नताशा चौदह


नताशा
© देवांशु वत्स
धूमऽ धड़ाकऽऽ
थप्पड़ऽऽऽ
?
कक्का, कक्का, टिक्कू कें किये मारि रहल छिये ?
visit : www.devanshuvatsa.com
E-mail - devanshuvatsa@gmail.com
इ कोनो बदमाशी केलक य' की ?
नहि नताशा, एहन गप्प नहि अछि...
फेर ?
हम एक हफ्ताक लेल आगरा जा रहल छी.....
...आ' दुइ दिनक बाद हिनकर परीक्षाक रिजल्ट आबि रहल अछि !!!
!!

नताशा पन्द्रह




2.

मध्य प्रदेश यात्रा- ज्योति 

<u>चौदहम दिन</u>

<u>5 जनवरी 1992 रविदिन</u>

आइ हमर सबहक पूरा दिन यात्रामे बीतल। रस्ता भरि हमसब अपन पुरान बातके मोन पाड़ैत रही। पूरा बॉगी हमरा सबलेल आरक्षित छल। लेकिन हमसब एक कम्पार्टमेट के इर्द गिर्द जमा रहै छलहुँ। पता नहिं फेर एहेन अवसर कहिया आयत। फेर विदाई के गीत गाबैत-गाबैत एक गोटै कानऽ लागल तऽ सब कियो भावुक भऽ गेल। अहि बीच एकटा बढ़िया घटना भेल।

हमर सबहक हल्ला गुल्ला सुनिकऽ एक गोटय श्रीमान उधम सिंह जे एडवेञ्चर क्लब के प्रेसिडेण्ट छलैथ आ टिस्को द्वारा आमंत्रित भेलाक कारण टाटा जा रहल छलैथ सेहो अपन बॉगी छोड़ि हमर सबलग आबि गेला।ओ हमरा सब बीचम आर बच्चा बनि गेल छलैथ आर हमरा सबके आर मज़ा आबि रहल छल। रातिके 10:15 बजे हमसब विलासपुर स्टेशन पहुँचलहुँ।चुंकि गाड़ी तीन घण्टा विलम्ब छल तैं नागपुर पैसेन्जर छुटि चुकल छल।आब हमसब बॉम्बे हावड़ाक प्रतीक्षामे छलहुँ।

देवीजी : ज्योति



देवीजी

देवीजी खेल प्रतियोगिता

बरसातक समयमे जहिया बरसात नहिं भेल रहैत अछि तहियाकेसमय बड़ड सुहावन होयत अछि। ताहि द्वारे देवीजी प्रधानाचार्य के सहमति सऽवार्षिक खेल प्रतियोगिता अहि समयमे राखैके विचार बनौली। मौसमक जानकारीपाबि किछु उचित दिन के खेल दिवस घोषित कएल गेल।सब बच्चा सब जेपहिनेहे सऽ जुटल छल तैयारीमे से आर जोर-सोर सऽ भीड़ गेलैथ।खेल शिक्षक-शिक्षिका सेहो व्यस्त छलैथ। देवीजी प्रतियोगिताक तथा ईनामक व्यवस्थामे जुटलछलैथ। हुन्कर सहयोगसऽ दौड़ , बाधा दौड़ , हाई जम्प, लांग जम्प, तैराकी,डाइविंग, बास्केट बॉल, बॉलीबॉल, बैडमिण्टन, टेबल टेनिस, हॉकी, फुटबॉल,थ्रो-बॉल, कबड्डी, खो-खो आदि खेलक प्रतियोगिता आयोजित भेल।

सबलग सुनिश्चित कार्यक्रमक जानकारी दैत काल देवीजीखेलकूदक महत्व बताबऽ लगली। देवीजी कहलखिन जे खेलकूद के लेल तेज दिमाग आ शारीरिक हरकत पर नियंत्रणके आवश्यकता होयत अछि।कोनो खेलकनियम के अनुशासनमे रहि जीत भाव सऽ उत्प्रेरित भऽ पूरा समूह स तालमेलबनाबैत अपन शारीरिक गतिविधि पर नियंत्रण राखैत खेल प्रतियोगितामेभागलेनाई बड्ड आसान नहि होयत अछि। अहिलेल स्वस्थ शरीर, लगातारशारीरिक श्रम करैके क्षमता तथा अभ्यास बहुत जरूरी होयत अछि।ताहिदृष्टिकोणसऽ खेल मे सफल भेनाई पढ़ाई लिखाई सऽ बेसी मुश्किल छै। जँपढ़ाईएकबेर केने छी तऽ जल्दी बिसरत नहिं लेकिन खेल मात्र दिमागेमे याद रहनेनहिं होयत छै। लगातार अभ्यास के बिना कोनो उच्च स्तरीय खेलमे सफलभेनाई असंभव होएत अछि।

देवीजी बालिका सबके प्रोत्साहित करैत कहलखिन जे बिहारकेबालिका सब सेहो खेलजगतमे बहुत उन्नति केने छथि।हालेमे बिहारक बालिकाकसमूह जूनियर नैशनल थ्रो बॉल प्रतियोगितामे, जे कि मुम्बई मे आयोजित छल,मध्यप्रदेशके पराजित कऽ राष्ट्रीय स्तर पर तेसर स्थान प्राप्त केलक। अहि टीममेश्वेता राय, नेहा रानी, सुमेधा तथा प्रियंका दयाल विशेष रूप सऽ नीक प्रदर्शनकेलैथ। देवीजी अहि बातक सम्भावना व्यक्त केलखिन जे भविष्यमे बिहार क्रिकेटएशोसियेशन सऽ आयोजित अण्डर १३, अण्डर १५ आदि क्रिकेट मैचमे अपनविद्यालयसऽ उपर्युक्त छात्रके अवसर देल जायत तथा अहिसब खेल प्रतियोगिताकबाद इनडोर खेल जेनाकि कैरम सतरंज इत्यादिक प्रतियोगिता सेहो आयोजितकैल जायत।

तदोपरान्त, निश्चित कार्यक्रमानुसार सब प्रतियोगिताक आयोजनभेल आ कखनो नीक आ कखनो कनिक भांगठ के संग सब पूरा भेल ।ग्रामवासी सब खूब भीड़ लगाकऽ देखऽ एलैथ जाहि सऽ बच्चा सबके खूबहिम्मत बढ़ल। अन्तमे जीतैबला बच्चासबके पुरस्कार सेहो भेटल। गामक लोक सब विद्यालयमे बच्चासबहक सर्वांगिक विकासलेल होयत विविध प्रयास सऽ बहुतप्रसन्न छलैथ। प्रधानाध्यापक, देवीजी आ पाठशालाक अन्य कर्मचारी लेल सबसऽपैघ पुरस्कार यैह छल।

बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्त्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्म॑न् ब्राह्म॒णो ब्र॑ह्मवर्च॒सी जा॑यता॒मा रा॒ष्ट्रे रा॑ज॒न्यः शुरे॑ऽइषव्यो॒ऽतिव्या॒धी म॑हार॒थो जा॑यतां॒ दोग्ध्रीं॑ धे॒नुर्वोढा॑न॒ड्वाना॒शुः सप्तिः॒ पुर॑न्धि॒र्योवा॑ जि॒ष्णू र॑थे॒ष्ठाः स॒भेयो॒ युवास्य यज॑मानस्य वी॒रो जा॒यतां निका॒मे-नि॑कामे नः प॒र्जन्यो॑ वर्षतु॒ फल॑वत्यो न॒ऽओष॑धयः पच्यन्तां योगे॒क्षमो नः॑ कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरेंऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

मंहारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढांनड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढांनड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरंन्धिर्योवां- पुरंन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवां-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रंथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजंमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पुर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवाफोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara orPhonetic-Roman.)

Language: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

इंग्लिश-मैथिली कोष/ मैथिली-इंग्लिश कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

*विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.*

*१.पञ्जी डाटाबेस आ*

*२.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली*

१.पञ्जी डाटाबेस-(डिजिटल इमेजिंग / मिथिलाक्षरसँ देवनागरी लिप्यांतरण/ संकलन/ सम्पादन-पञ्जीकार विद्यानन्द झा  , नागेन्द्र कुमार झा एवं गजेन्द्र ठाकुर  द्वारा)

जय गणेशाय नम:

जय गणेशाय नम:

जय गणेशाय नम:

(1)

अथ पत्र पत्र्जी लिखते: अथ सरिसब ग्राम: देवादित्य रत्नाकरापत्य-छादन।। प्रज्ञाकरापत्य-बनौली नम समेत।। नितिकर सन्तति केशवापत्यदनाद-गंगेश्वरा पत्य गौरि शौरि कुलपति-बधवास।। महिपाणि सन्तति-खांगुड़ गयड़ा समेत।। ग्रहेश्वरापत्य-जोंकी।। गणेश्वरापत्य-सकुरी।। सोने सन्तति-कटमा ओ सकुरी।। भवादित्यपत्य-सतैढ़।। रघुनाथापत्य-उल्लू।। कौशिक-उल्लू।। गिरीश्वरापत्य-सतैढ़।। वास्तु सुत ऋषि-सतैढ़ सम्प्रति-फरकीया शिवादित्यापत्य-रतवाल मतहनी।। हरादित्यापत्य-बलिवास श्री करापत्य-ननौरे।। शुचिकरापत्य-जगन्नाथपूर हल्लैश्वर-रूद्रपुर पैकटोल।। केशब बागे बसुन्धर-नरघोघ रामदेवापत्य-सिंडोआ।। कामदेवापत्य-डीगरी गढपाणि सन्तति-गौर वोड़ा।। अथ नजिबाक ग्राम भासे सन्तति वलिया रातु-दिगउन्ध।। कान्ह सन्तति गोविन्द-भड़ाम।। सोम सन्तति-नाहस।। सुपन वासू-देउथि।। नारायण पुराई-ब्रह्मपुर।। मिश्र रामापत्य-अचौढ़ी।। शुचिकरा पत्य- बलिया ब्रह्मपुर।। छीतू पारू-पीलखा।। शिवाई-महूलिया जहरौली।। ईश्वर नारू-नोहड़।। श्री धरापत्य-दिमन्दरा-एते जजिवाल ग्राम-अय खण्डबल ग्राम ठ. हराई सन्तति-भखराइन।। सोमेश्वरापत्य-बुलवन कधुवा समेत।। ठ. अनन्त हरि-लखनौर।। भोगीश्वरापत्य गोपाल सन्तति-बथई-हरड़ी।। गढाघरापतृय-पौराम।। रत्नाकरापत्य-हलधर तेतरिया हरडी खण्डबसा ।। ठ. दूबे सन्तति भौर।। लाखूमशहिमिति-बेहद यमुगाम।। योगीश्वरापत्य-सोन्दपुर सरपरब कुरहनी वासी द्वीट खण्डबला।। शुभद्रत्तापत्य-देशुआल।। झाझू सन्तति-रैयाक गुरदी सोनकहमेरी।। वास्तु, वागू, हिरू-देउरी गोपालापत्य-गढ़।। देने सन्तति-चनुआरी।। पक्षधरपल-तेतरिया।। दिनकरापत्य-पोंसक, बथदी बिहारी-उभय गोरादी-साधु सन्नति-बथयी।। लक्ष्मीपति सन्तति-खरसा गणेशवरापत्य-गणेश्वरापत्य-गुलदी।। हल्लेश्वरापत्य बेलारी।। जीवेश्वरापत्य-अलय।।

*(2) ''अ''*

*सोमकंठ-सरपरब।। रबि सन्तति-गौर ब्रह्मपुर।। जयकर सन्तति-सजनी।। भासे-डीह।। देवेश्वरापत्य-देशुआल।। पक्षीश्वरापत्य-यमुगाम।। गिरीश्वरा-मत्य-देशुआल विन्ध्येश्वरापत्य-वैकुण्ठपुर।। शितिकंठ सन्तति-खुट्टी ।। रत्ननेश्वरापसगुलदी।। अथ गंगोलीग्राम-महामहो सुपट सन्तति-गोम कटमा।। होरे सन्तति-बिसपी।। हारू सन्तति- देशुआल।। हरि सन्तति-डुमरा।। दिवाकरापत्य-दिगउन्ध।। गौरीश्वर सन्तति जगनाथापत्य-धर्मपुर।। कुमर-गंगोली वासी।। कमलपाणि-वैगनी, वड़ग्राम।। डालू सन्तति-सकुरी।। गयन सन्तति-खरसौनी ।। एते गंगोली ग्राम।। अपथपबौली ग्राम-रवि सन्तति-बिरौलि।। उदयकरसन्तति-सपता देशुआल।। महिपति सन्तति-कोशीपार डुमराही।। हरियाणि सन्तति-गोधनपुर लक्ष्मीदत्तापत्य-गोनोली।। नारू सन्तति भतौनी डहुआ।। रूद सन्तति-बछौनी।। रूद सुत पाठक भीम-भीरडोआ।। जागू सन्तति-रयपुरा।। विशो सन्तति-चणौर।। बासु गौरि सन्तति-महरैल।। केशव गोविन्दापत्य-राजे।। दामोदरापत्य-राजे शिवदत्तापत्य-बढियाम।। गोगे सन्तति-सहुड़ी।। यशोधरापत्य-मेयाम।। दामू सन्तति-अम्मा।। पुण्याकरपत्य: पैकटोल पनिहथ उँदयी सन्तति-धेनु।। मधुकर रत्नाकर प्रभा कर विभाकरापत्य जगति।। एते पर्वपल्लीग्राम।। अथ सोदपुर ग्राम-ग्रहेश्वरापत्य-धउल।। रूद्रेश्वरापत्य-विरपुर।। धीरेश्वरापत्य सुन्दर विश्वेखरापत्य भवे माधव-हसौली।। रामापत्य-रमौली।। बाटू-बड़साम।। रूचि बासुदेव-कुसौली।। यटाधरापत्य-पचही।। गयनापत्य: रोहाड़:'बहेड़ा।। रति हरि-टाटी।। बास्तु सन्तति-तेतरिहार।। रूपे सन्तति-सिमखाड़।। बसाउनापत्य-कन्हौली।। कामेश्वर सुरेश्वर राम।।*

*(3)*

*नाथापत्य-भौआल।। कान्हापत्य-सुखेत।। त्रिपुरे-अकडीहा।। रतिनाथापत्य डालू-कटका।। बाटू सुत हलधर श्रीधर-केउँटगामा।। सुधाकरा पत्य-गौर।। म. म. उ. श्विनाथपत्य-दिगउथ।। म. म. उ. भवनाथ प्र. अयाचीसुत म.म.उ. शंकर महो महादेव महो मासे महोदारो सन्तति सरिसन अपरा भवनाथ प्र. अचाचीसुत शम्भुनाथ रूद्रनाथापत्य- बालि।। महामहो देवनाथापत्य-दिगउन्ध।। महो रघुनाथापत्य-रैयाम।। जोर सन्तति-विठौली मिसरौली गोपीनाथापत्य- मानी, जगौर।। म. म. उ. जीवश्वर सुत गणपति हरिपति-महिया।। लोकनाथापत्य-माझियाम खोरि। हरदत्त काधदापत्य शहड़ सुहथरि।। देवे सन्तति-महिया।। एते सोदरपुर ग्राम।। अथ गंगोरग्राम–बीनू वासू कुरूम भौआल केशवापत्य-अहियारी-पोनद।। सनाथ सन्तति-विरनी वासी।। भोरे सन्तति महिन्द्र पुर।। विटू कादि बेकक।।*

*अय पल्ली ग्राम-हलधर सन्तति-बनाइनि।। महामहो उँमापति समौलि,वारी, जरहरिया।। रूपनाथ सन्तति गिरपति-समौलि' पशुपति-समौलि।। महाप्रबंधक।। रघुनाथापत्य: दड़मपुरा नरहरि, रघुपति सन्तति-समौलि।। देवधरापत्य- कछरा, देउरी।। गांगु सन्तति-दोउरी।। दिवाकरापत्य-देउरी,सकुरी, मोहरी-कटैया।। घोटक रवि सन्तति-कटैया।। ग्रहेश्वरापत्य: कछरा।। रामकरापत्य-भालय।। नितिवरापत्य-राजोसतिश्वरापत्य-सिम्भुनाम।। कान्हापत्य-पड़ौलि।। विरममिश्रापत्य-ततैल।। रामदत्त सुत केशव सन्तति-कान्ह-हाटी।। महाई सन्तति-फूलदाहा माधवापत्य-दिवड़ा।। इबे सन्तति-बेहरा।। नरसिंहापत्य हरिपुर।। मुरारी सन्तति-मुराजपुर।। भोगीश्वर राजेश्वरापत्य पुरे सन्तति-अलयी।। वंशधरापत्य-अलय।। गोविन्दा पत्य-रैयम।। कीसे सन्तति राम सन्तति वाटू सन्तति-नंगवाल।। प्रभाकरापत्य-पर्जुआरि।। हिताई सन्तति-विस्याक्षापत्य नकेसुता-बैकुंठपुर।। हारू सन्तति-नैकंधा।। कविराज*

*(4) "आ"*

*सन्तति-मछैटा।। सिंहेश्वरापत्य-ननौर।। मित्रकरापत्य-ननौर-राजखंड,पाली।। जयकरापत्य-कुसमाल, पिण्डारूछ, बारहता, रताहास पाली कछरा।। माधवा।। पत्य गौरीश्वरापत्य अहियारी, टूपाभारी।। गणपति, गांगु सन्तति-अहियारी।। यशु, डगरू सन्तति-कुरूम।। बागू सन्तति-रोहाल, कटैया।। गोविन्दा पत्य हचलू सुत दिवाकरा पत्य-सुदई, षनिहथ।। होराइ सन्तति-अडियारी।। रूद्रेश्वरा पत्य-भड़गामा। बाटू सन्तति-सन्दलाही, पाली पाली, विशानन्द पत्य-ब्रह्मपुर।। थेतनि सन्तति-जलकौर पाली।। चन्दौत पाली दुर्गादित्य पत्य-महिषी।। देवादित्यपत्य-बिहार, महिषी समेत।। रतनू प्र०रत्नादित्य पत्य-महिषी।। रत्नाकरापत्य-यशारी।। ततो धोधनि सन्तति-यशरि।। विशो, श्रीकर, शुचिकरापत्य-पुरोठी।। जीवे सन्तति-मोनि।। बादन सन्तती आसी।। सुधाधरापत्य मांगुसन्तति-मोनी।। भवदत्तापत्य-पुरोही।। (100/05) शुभंकरा पत्य- जमदौली।। पौथू सन्तति-परसौनी, जरहटिया, सकुरी।। कुसमाकर सन्तति-जमदौली।। यटाघरा पत्य-सकुरी।। श्रीवधर, वंशीधरापत्य-सकुरी।। बुद्धिधरा पत्य-ततैल।। कान्हापत्य-अलय, सकुरी।। इनसन्तति सकुरी।। मुरारी सन्तति रामापत्य-महिन्द्रवाड़।। विशो सन्तति रूद्रेश्वरापत्य-कोलहट्टा।। गणेश्वर नन्दीश्वरापत्य-महिन्द्रवाड़।। गोविन्दायत्य= हरिपुर।। विरेश्वर नरसिंहापत्य-रादी श्रीधरापत्य बेलउँच राढ़ी।। गुणीश्वरापत्य-कोइलखा।। ग्रहेश्वरापत्य चहुँटा।। शोपालापत्य-समैया।। हरिपाणि सन्तति-समैया।। बाछे सन्तति होरेश्वर मतिश्वर मंगरौनी।। बाटू सन्तति-कटउना।। जसू, शतू सन्तति-सकुरी।। गणपति सन्तति भगवसन्तति-पचाढ़ी।। गुणाकरापत्य-बरेहता सोन्दवाड़।। पुरादित्या पत्य-मृगस्थली एते पल्ली ग्राम*

*(5)*

*हरड़ी।। धनेश्वर-मझियाम, कनईल, लोहना समेत।। लाखू सन्तति-कनइल।। चाण सन्तति रतिश्वर-छामू।। रामकर कृष्णाकर-थुगाम वासी।। भोगे सन्तति शंकर गुदे-दिवड़ा।। इबे-जरहरिया।। देवे सन्तति-रहड़ा।। गोढ़े-रहड़ा।। गोन्दन चाण- पुरोहित गोपाल सन्तति मारू-वरूआड़ सुपे संखवाड।। श्रीकर-पेकटोल।। गौरीश्व-रतेकुना।। मिश्र भगव-पुरामनिहरा।। चक्रेश्वर सन्तति-दहुड़ा करूहरा। देहरि-ततैल।। सोम-ततैल।। सान्हि सन्तति- गोधनपुर।। देवे सन्तति-कादिकापूर। (ताई-तत्रेव ।। ।। गोना सकराढ़ी-थितिकरापत्य-आडू.गावासी-मझियाम समेत।। बुधौरा सकरादी, दूबा-सकरादी अन्हार बरगामा समेत।। एके सेकराढ़ी ग्राम।। अथ दरिहरा ग्राम-त्रिपुरारि सन्तति-सिंहाश्रम।। हरिकर बुद्धिकर रूपनादि विजनपुर।। यशस्पति सन्तति गणपति भड़ैली।। गुणपति सन्तति-पठोङगी)।। विद्यापति-पुडरीक-मछदी। केशव-अमरावती। शिरू-कुरूम सोने सन्तति भौजाल।। शिव-यमुगाम।। गुणाकर पद्मकर मधुकरपट्टो। प्रज्ञाकरापत्य-कुसुमाक-वड़गाम।। मित्रकरापत्य-जरहिटआ।। प्रसाद गौरीश्वरापत्य-भरउड़ा सन्हवा समेत।। दिवाकरापत्य-अलई।। दिनकरापत्य सोनतौला।। रतिशर्म्मावस-सकुरी।। भवशर्म्मापत्य-ब्रह्मपुर।। यटाधर-ब्रह्मपुर।। शशिधरापत्य-पनिहारी।। बागू गांगू तरहट।। गोविन्द-कान्ह-पचही।। नारू-यशराजपुर।। बाटू-ब्रह्मपुर।। इन्द्रपति हरिनगर आग्नेय।। झोंटपाली दरिहरा सिमसिम कोइलख विश्वनाथापत्य महिसान कोइलख समेत।। विधुपति-तत्रैव।। होरे उराढ़ वासी।। गांगू-कछरा।। रघुपति सेघ कठरा।। कान्ह-कटैया जादू सरहरावासी कृष्णपति गुणीश्वर: फूलमति।। सुन्दर गांगू-तंत्रैव।। मतीश्वरापत्य-सुन्दरअलई समेत।। सुरपति-गोलहरी, अलय समेत।। गिरीश्वरापत्य-उडिसम।। पण्डोलि दरिहरा-हरिकर सन्तति सिहौली।। शंकरपरनामक गोदे-नवहथ।। कान्हा पत्य-नवहथ। आसो-चिलकौरि।। भाइ सन्तति-ततैल, तेतरिया, सिमरि।।*

*(6) ''उ''*

*कनसम।। गोढि सन्तति-बढियाम। सुपन सन्तति-गांगू मिट्टी।। विशो-तत्रैव।। हिक सावे-दीघीया।। धीरेश्वर सन्तति-तारडीह, जलकौर-दरिहोश। मिश्र कान्हापत्य-मतउना।। गंगेश्वर सन्तति मिश्र दुर्गादित्यापत्य-चड़ुआल।। देवधरापत्य।। अग्निहोत्रिक महामहोहरि सन्तति-नेतवाड़।। नारू सुत रूचि-महुआल।। विभाकरापत्य-सिंधिया।। प्रभाकर सुत जुधे-पटसा।। नोने-जगवाल।। नारू सुत बाटू प्रभृति-अन्दोली।। गोढि सन्तति-धनकौलि मिश्र हरि सुत चण्डेश्वर-चंडगामा।। नारायण-उने।। मिश्र मतिकर-बघोली।। धामू सन्तति-पोजारी।। शूलपाणि-रतौली नीलकंठ-पोखरिया रूपन-रतौली।। खांतर-बड़गाम।। बासू सन्तति-बाली मुनिप्र० विरश्वरापत्य दिवाकर-राजनपूरा।। रविकर-छत्रनछ राजनपुरा,सीसब समेत।। गुणाकर सिढिबाला।। प्रसिढिवाल।। हरिकर-जरहरिया,ततैल समेत।। ब्रह्मेश्वरापत्य रत्नाकरापत्य-पंत्र्चारी।। विश्वरूपसन्तति-पनिहारी।। शूलपाणिभ्राता नीलकंठ-बोथरिया।। रूपन सुत भोग गिरी-रतोली।। यवेश्वर-जरहरिया-ब्रहमेश्वर तत्रैव।। एते दरिहरा ग्राम।। अपथ माण्डर ग्राम-गढ़ माण्डर कामेश्वरापत्य-बथया।। महत्तक जोर सन्तति-बघांत।। सुइ भवादित्पत्य-कनैल, मुठौली समेत।। दिवाकरापत्य- जोंकी,मढि झमना।। हरदत्त सन्तति-खनतिया।। गुणाकर, जयकर-खनतिया।। माधवापत्य-अरडिया।। रति, डालू-भौआल, दोलमानपुर।। बेगुडीहा।। खांतू। ठाकुर, सरवाई, केउट्रै सन्तति-भौआल।। गदाई-दोलमानपुर-केशवापत्य-असमौ।। कान्हापत्य-आसमा।। सूपे, विभू-कटमा विभू,भानुकर पिलरवा।। कविराज शुभंकरापत्य-कटमा।। वागीश्वरापत्य-महिषी, गांगे।। रूपधरा पत्य=मङत्रौनी।। रविदत्तापत्य विशो-देउरी।।*

*(7)*

*हरिकर-विजहरा।। खांत-जरहरिया।। हरि-मङरौना।। होरे-केउँट गामा।। सुधाकर-वारी।। शुभंकर-सकुरी।। पशुपति सन्तति गुणपति-ओकी।। (18/09) (18/09) शिवपति इन्द्रपति-रजौर। कृष्णपति-पतौनी।। रघुपति-(18/03) जगौरा।। प्रजापति-अमरावती।। छीतर- जगौर।। आड़नि सन्तति कुलपति कटैया।। नरपति-दहुला।। रविपति-कटका।। महादेव-सिर खड़िया (श्रीखंड)।। रतिपति-(18/03)-सिहौलि)। दूबे-दुबौली।। पौखू-बिठुआला।। धनपत्या- सरहद।। विधूपति-पतनुका।। सुरपति, रतन-कनखम।। सोम-बेहद।। भवे, महेश-कटैया।। गुणीश्वर-कटाई।। पीताम्बरा पत्य-कटाई, जमुआल।। देवनाथा पत्य मिश्र नन्दी सन्तति-बेहटा।। जीवेश्वरापत्य-ओंराम।। सिंगाई-ननौरा।। दुगाई-तेतरिहार।। नगाई-कोइलख।। बागीश्वरापत्य-सकुरी।। रूचिकराव शीरू-जरहरिया, मकुरी।। लक्ष्मीकांतापत्य-त्रिपुरौली।। हरिकान्तापत्य दहिला।। उमाकन्ता पत्य ब्रहम्पुर सुगन्ध सन्तति-कनसी।। महेश्वरापत्य मझौली।। गुणे मिश्रापत्य-थुबे, खरका ।। सोरि मिश्रापत्य-ब्रहमपुर।। गयन मिश्रा पत्य, वीरमिश्रापत्य-वारी सकुरी।। हरिशर्म्मापत्य सुधाकरादि-मृगस्थली थेछ मिश्रापत्य-अन्दौली।। सुरेश्वरापत्य। ग्रहेश्वरापत्य-कटउना।।हरि मिश्रापत्य-कटउना।। ऋषि मिश्रापत्य-बेलउँजा।। यति मिश्रापत्य-कटउना ।। कीर्तू मिश्राद मतीश्वरापत्य-गोआरी।। गिरीश्वरा पख-मिश्ररौली।। हरे मिश्रापत्य-खपरा ।। बाछेमिआपत्य-हरखौली।। हेलन, नरदेव-लेखद्रिया।। शिवाई सन्तति-वलियास, धयपुरा।।*

*सर्वानन्द-दलवय, सकुरी।। दलवय स्थित-असगन्धी।। चन्द्रकरापल-कोवड़ा।। कुलधर, रामकरापत्य-दिपेती, बेतावड़ी।। चोचू मोचू-पीहारपुर गोआरी समेत गोपाल सज्जन-ब्रह्मपुर, जगतपुर।। मित्रकरापत्य,रूपनापत्य-महिषी, सकुड़ी ।। सुथवय सन्तति-अपोरवारि, जहरौली।। रतिधरशुमे-कनपोरवरितरौनी।। हरि सन्तति-निकासी, यमुगाम।। एते माण्डर ग्रामः।।*

*(8) "ऊ"*

*अथ बलियास ग्राम:।। भिखे, चुन्नी, नितिकारपत्य-चुझनी।। दूबे सकुरी।। सुरानन्द-बैकक वासी।। रति सन्तति-खड़का।। शिवादित्या पत्य मुराजपुर, ओगही, यमुथरि।। शुभंकरापत्य-ततैल, कमरौली ।। नन्दी सन्तति-भौआल, अलय, सतलखा।। सुधाकरापत्य-जरहरिमा।। राम शझपित्य-जादू धरौरा।। केशव-यमसम।। शक्ति श्रीधर-सकुरी महिन्द्रपुर समेत।। मद्दु सन्तति नारायण सिमरी, जालय, खड़का।। महन्थ सन्ततिमाड़र शिरू सन्तति-बिशाढ़ी।। रूद्रादित्यापत्य-विठौली।। रूचि सन्तति उदयकरापत्य-नरसाम।। एते वलियास ग्राम:।।*

*अथ सतलखा ग्राम: गुणाकर-डोव्हरवासी।। विभू सन्तति भाष्करापत्य-सतौलि।। दिवाकरापत्य-सतौलि।। चन्द्रेश्वरापत्य-कझोली।। शंकरापत्य-सतलरवा लोहरा पत्य, नन्दीश्वरापत्य, यवेश्वरापत्य-कछरा।। अथ एकहरा ग्राम:-श्रीकर-तोड़नय।। जाटू सन्तति-सरहद।। शुभेसन्तति-मैनी।। सोने सन्तति-मण्डनपुरा लक्षमीकरापत्य-संग्राम।। रूद सन्तति-आसी।। धाम-नरौंध, जमालपुर।। गढकू-कसरउढ़।। बाटू-सिंधाड़ी।। थिते-खड़का ।। मिते-कन्हौली।। गणपति पतउना।। जाने-ओड़ा।। कोचे-रूचौलि।। शुचिकरापत्य- मुराजपुर।। चित्रेश्वरपत्य-नरौंछ।। एते एकहरा ग्राम।। अथ विल्वपंचक (बेलउँच) ग्राम: धर्मादित्यापत्य-सिसौनी ।। रामदत्त हरदत्त, नोना दित्या सन्तति- रतिपाड़।। शुधे सन्तति-सुदई।। शिरू-द्वारम।। गयादित्यापत्य-ओगही।। महादित्य कर्म्मपुर बछौनी समेत।। जीवादित्य-उजान।। रूद्रादित्य-दीप सुदई।। सर्वादित-तडियाड़ी।। देवादित्य-ब्रह्मपुर।। स्नादित्य-काको।। मिचादित्यापत्य नारू-काको वासू-देड़ारिया प्राणादित्य पस हरि, गयन-कन्होली।। शुपे-कोलहट्टा।। रूकमादित्य-ओझौली।। केउँदू-सकुरी।। महथू-सकुरी।। चौबे सन्तति-सतलखा।।*

*(9)*

*अथ हरिअम ग्राम-लाखू सन्तति-रखवारी।। केशव-दामू-मंगरौना।। (25/07) मांगू-नरसिंह-शिवां।। (18/09)-हारू शिवा।। (27/05) नरहरिसन्तति-वलिराजपुर चाण दिनू-कटमा।। परमू लाखू-आहिल।। रति गुणे-कटमा।। माधव सुत सन्तति-भच्छी।। एते हरिअम मूलग्रामा।। अथ टंकवासटाम् कविराज लक्ष्मीपाणि-नीमा।। सुरेश्वरापत्य,दामोदरापत्य-पटनिया गंगोली।। रवि शर्मा खंग लक्ष्मी शर्म्मा-ब्रहमपुर।। पतरू, शीरू-पटनियाँ पोखरौनी भौर, सकुरी।। जागे सन्तति-रतनपुरा।। महाई सन्तति-परिहार।। देवदत्तापत्य-पीलखवाड़।। रविदत्तापत्य-बहेड़ा।। पाँखूसन्तति-सिरखंडिया (श्रीखंड)।। सुषन, मारू सन्तति-नरधोध।। हराई, शुचिकर, प्रीतकरापत्‌य-अकुसी।। हरिप्रह्म- पोराम।। दामोदरपत्य-बेहरा।। उँमापति सन्तति-ततैल।। एते तंकवाल ग्रामा:।। अथ घोसोतग्राम: रतिकान्ह-पचही।। रूचिकरापत्य-नगवाड़।। रूद सन्तति-यमुथरि।। रूद सन्तति-गन्धराइनि।। गणपति सन्तति-घनिसमा।। कृष्णपति सन्तति-खगरी।। पृथ्वीघरापत्य-सकुरी।। रूद्र चन्द्र-डीह।। एते घोसोत ग्रामा:।।*
*अथ करम्बह्म ग्राम इन्द्रनाथा पत्य कोई लख।। शोरिनाथापत्य-दीघही।। रामशर्म्मापत्य-ब्रह्मपुर।। रतिकरापत्य-मझियामा बुदिकरैव।। बुद्धिकरापत्य सन्तति कान्हापत्य ककरौड़।। हचलू सन्तति-कनपोखरि।। गणेश्वरापत्य-केडरहम।। लान्ही सन्तति-गोढि-सैतालवासी।। सदु-रूचि सन्तति हरदत्तापत्य-घनकौलि।। नितिपत्य-बछांत।। नोने सन्तति-वेला।। लान्हि सन्तति मुरदी।। सादू सन्तति-ककरौड़।। मांगू सन्तति-सोन, कोलखू, मघेता समेत।। मधुकरापत्य-दोलमानपुर।। सदु0गिरीश्वर सन्तति नरसिंह नडुआर।। श्रीवत्स सन्तति-बेहट।। सदु0केशव-सिरखंडिया (श्रीखंड)।। वराह सन्तति-तरौनी।। रामावत्य-तरौनी।। कान्ह, श्रीधर-तरौनी।। रघुदत्त रूचिदत्त-रूचौलि।। सदुपाध्याय*

*(10) "इ"*

*माधवापत्य-मझौरा।। सदु. रामापत्य-झंझारपुर।। गुणीश्वरापत्य-झंझारपुर।। सदु० भवेशवरापत्य-अनलपुर।। हरिवंशापत्य-मुजौनिया।। शिववंशापत्य-रोहाड़।। धूर्त्तराज म.म.उ. गोनू सन्तति-पिण्डोखडि।। एते करम्बहा ग्राम:।। अथ बूधवाल ग्राम:।। रविकरापत्य-खड़रख सुरसर समेत ।। सुपे सन्तति-ब्रहमपुर।। राम चाण-मझियाम।। ढोढ़े-बेलसाम।। उगरू-सतलखा।। कान्हापत्य-वेलसाम।। दूबे, हरिकर-हरिना।। दामोदर-सकुरी।। राम दिनू-सुन्दरवाल।। गंगादित्य विकम-सेतरी।। सदु०भानुसुत गणेश्वरापत्य-परिणाम।। गुणीश्वरापत्य उजान।। कोने-पीलखा।। गंगेश्वर-मलिछाम।। रूचिकर रतिकर-गंगौरा।। महेश्वर-फरहरा।। गौरीश्वर-मदिनपुर।। विशो सुधाकर-डुमरी।। सूर्यकर सन्तति-सिडरी।। ग्रहेश्वर-महिषी।। भोगीश्वर-चिलकौलि।। बासू-बोधाराम।। उदयकर-आड़ी।। पौथे धरमू-मुठौली।। कान्हापत्य-बुधवाल।। जगन्नाथापत्य-सिंधिया।। एते वुधवाल ग्राम।। अथ सकौना ग्राम-वाटन सन्तति- सिंधिया।। हरिश्विरपत्य-दिवड़ा।। सोमेश्वरापत्य-बघांत।। बाबू सन्तति- डीहा।। रति' गोपाल दिनपति-तरौनी।। रूद सन्तति-जगन्नाथपुर।। गुणे-महिपति-सरिरम।। शुचिनाथपत्य परसा।। गुणे भासे-ततैल।। एते सकौना ग्राम: अथ निसउँत ग्राम:- पण्डित सुपाई सन्तति-तरौनी तरौनी।। रघुपति-पतउना।। जीउँसर सन्तति-कुआ।। इतितिसाँ अथफनन्दह ग्राम: श्रीकरापत्य-बथैया।। कुसुमाकर, मधुकर,किठो सन्तति, विठो ब्रहनपुर।। हाठू-चाण।। बसौनी-ब्रह्मपुर ।। सुखानन्द गुणे-सिसौनी गांगू-सकुरी।। सदु० गोंढि-खनाम।। मतीश्वर, पौखू-चोपता।। शंकर-खयरा।। महेश्वर-डीहा सोम गोम माधव केशव-भटगामा।। विरेश्वरापत्य सिंहवाड़, सिन्हुवार।। लक्ष्मी सेवे-सकुरी।। भवाईरूद-वोरवाड़ी, भटुआल, दरिहरा, सिमरवाड़, मुजौना समेत।। एतेफनन्दह राम:।।*

*(11) अथ अलय ग्राम।। बाढ़ अप्रलय, उसरौली, बोड़वाड़ी, सुसैला,गोधोखीच।। शंकरापत्य-गोधनपुर सिंधिया समेत।। श्रीकरापत्य-उजरा।। हेतू सन्तति-सुखेत मिश्र (मिमांशक) हरि देवधरापत्य-सिंधिया।। बासू सन्तति: जरहरिया बाढ़ वासी। रविशर्म्म-जरहरिया।। धारू सन्तति-बेहट।। शिरू-धमडिहा, कादिपूरा गोविन्द सन्तति-बेहद।। म.म.उ. गदाघर-उमरौली।। परभू वुद्धिकर-बैगनी।। रत्नधर सन्तति भवदत्त-भटपूरा।। शिवदत्त-अजन्ता।। मिश्रा (मिमांशक) सुधाधरपत्य उसरौली।। लक्ष्मीधरापत्य हलधर सन्तति-यमुगाम।। शशिधर, रघु, जाटू-अलयी।। यवेश्वर-अलयी।। गंगाधरापत्य-यमुगाम।। मिश्र (मिमांशक) लाखू भूड़ी गणेश्वर-परमगढ़।। सिधू-वाड़ेवन।। दोदण्ड अलयी लोआमवासी।। जसाई-डीहा।। रूद-खड़हर।। रमाई-राजे सीत विश्वेश्वर मतिश्वर-उसरौली।। वेद सन्तति-मलंगिया नान्यपुर अलई, सिमरी, रोहुआसमेत गंगुआल बाथ राजपुर वासी।। कितिधरापत्य-सकुरी जयकरापत्य-कड़रायिनि।। सुधाकरापत्य कड़रायिनि, मुराजपुर।। गोनन-कटमा ढ़ीगंगोली बेकक समेत। कोठों कटमा।। सादू विशादी दोलमानपूर।। रूद-गंगोली।। कुशल गुणिया-भटगामानालय समेत एते बभनियाम ग्राम:।। अथ खौआल ग्राम: श्रीकरापत्य-महनौरा।। रतिकर सुधाकरापत्य-महुआ।। चन्द्रकरापत्य: महुआ।। रूचिकरापत्य-महुआ मतिन्द्रपुर।। स्थितिकरापत्य: महिन्द्रा दिवाकरापत्य-कोवोली।। हरिकरापत्य-महुआ।। आदावन-परसौनी।। (बाछे दोढ़े सन्तति-रोहुआ।। वेणी सन्तति: रोहुआ।। उँमापति) (16/07) सन्तति-नाहस ।। विश्वनाथापत्य आहिल।। बुद्धिनाथ रूचिनाथापत्य-खड़ीक।। रघुनाथापत्य-द्वारम।। विष्णु सन्तति: द्वारम।। नोने जगन्नाथापत्य-वुसवन।। राम मुरारी शुक सन्तति-पण्डोली।।*

*(12) "ई"*

*बाटू सन्तति-ब्रह्ममपुर तिरहर मौड्ड।। साधुकरापत्य-दडिमा।। हरानन्द,सन्तति-अहियारी।। भवादित्यापत्य-नाहस देशुआल।। पाँखू-बेहटा।। भवे सन्तति धर्मकरापत्य-देशुआल।। डालू सन्तति-दडिमा।। दामोदरा पत्य-तरहट बह्ममपुर।। राजनापत्य-यगुआल।। प्रितिकरापत्य-पचाडीह (पचाढ़ी।। पतौना खौआल दिवाकरापत्य-घुघुआ।। भवादित्यापत्य-ककरौड़ खंगरैढा समेत।। बैद्यनाथ प्रजाकारक रघुनाथा कामदेव-मौनी,परसौनी।। गोपालापत्य कृष्णापत्य-कुमरि, खेलई।। शशिधरापत्य नरसिंहापत्य-बोड़वाड़ी कोकडीह, छतौनिया।। दामोदरापत्य-कोकडीह।। नयादित्यापत्य-बेजौली।। द्वारि सन्तति जयादित्यापत्य = सुखेत,सर्वसीमा।। शुचिकरापत्य-दिगउन्ध।। आड़ू सन्तति रघुनाथापत्य-मुराजपुर ब्रह्मपुर।। जीवेश्वरापत्य-दिगुम्ध।। भवेसन्तति-मिट्टी, सतैढ़,बेहट।। दूबे-सन्तति-ब्रह्मपुर।। हेलु सन्तति-सतैढ़ रविकर सन्तति तत्रैव।। प्रसाद मधुकर सन्तति बेहटा।। दिवाकरापत्य पिथनपुरा।। गंगेश्वरापत्य-कुरमा, लोहपुर।। लम्बोदर सन्तति-कुरमा।। नाइ सन्तति-पिथनपूरा।। राजपण्डित सह कुरूमा।। रामकर सन्तति मिट्टी खंगरैठा, गनाम।। आङत्रनि सन्तति-सौराठ।। मति गहाई, केउँदू सन्तति-सिम्वरवाड़।। एते खौआल ग्राम:।।*

*अथ संकराढी ग्राम:-महामहोकारू सन्तति भगद्धर गोविन्द सकुरी।। प्रितिकर-कादिगामा।। शुभे सन्तति-अलय महामहो हरिहरापत्य-सुन्दरौ गोपालपुर।। जयादित्यापत्य-मलुनी सरावय।। परमेश्वर-नेयाम।। सदु सुपे-हरड़ी।। रामधरापत्य-अलय।। हरिशर्म्म सन्तति-सिधलमुरहदी।। रेकोरा संकख्न्दी-होरे-चांड़ो-परहट।। सोम-गोम-शक्रिरायपुर।। हरिश्वर-सकराढ़ी वासी।। जीवेश्वरापत्य-बेला आधगाउ।। गयन द्वारिकादि।।*

*(13)*

*नोने विभू सिंधिया-गढ़ बेलउँच-सुपन अकुनौली।। कौशिक-कुसौली।। लक्षमीपाणि-सुशारी।। पाँवू-देयरही।। एते बेलउँचग्राम:।। अथ नरउनग्राम: बेलमोहन नरउन यटाधरापत्य-मदनपुर।। रातूसन्तति-करियन।। गर्व्वेश्वरापत्य: सिंधिया।। डालू सन्तति रूचिकर: मलिछाम।। चन्द्रकर टुने सन्तति-सुल्हनी।। विशोसन्तति-त्रिपुरौली।। हेलूसन्तति भखरौली।। दिवाकरा पत्य: सुरसर, कवयी।। दिनकरापत्य-पुडे।। खांतू कोने-वत्सवाल।। शक्रिरायपुर नाउन-दामोदरापत्य-जरहरिया। मुरारी=तेघरा।। योगीश्वरापत्य-ओझोलि कसियाम।। जगद्धरापत्य-वोडियाल।। चक्रेश्वरापत्य-शक्रिरायपुर।। नोने सन्तति-मलंगिया, करहिया, पंचरूखी।। होरे सन्तति नयूगामा।। कामेश्वरापत्य चकौती भवेश्वरापत्य नयगामा भरवरौलीसमेत नयगामा भरवरौलीसमेत ।। एते नरउन शाम।। ।।अथ परिचोन ग्राम :- मधुकरापत्य = तरौनी झौआ, पद्मपुर ।। शिवपति, गुणेश्वरपरा पौनी, सकिथाल।। देहरिसन्नति = कनौती तरौनी भवेश्वरा (14 से) मैलाम।। जौन सन्तति-आहिल।। यशु आदितू डीहाआहिल।। वावू पाठकादि-भैलाम, कटउना विसपी समेत।। कामेश्वरापत्य पौनी, सकियाल।। देहरिसन्तति-कनौती, तरौनी, लान्हूसन्तति-उल्लू।। जगन्नाथापत्य हरदत्त-खड़का, वगड़ा बयना समेत।। आडनिसुत पदमादित्यापत्य-मंगनी, सिरखडिया, महालठी, लोही, चकरहट, कर्नमान तनकी समेत।। हरिनाथापत्य मखनाहा, कत्र्जोली।। चण्डेश्वरापत्य हरिवंश सुत रत्नाकरायपत्य-बथैया ।। चक्रेश्वर-कुरमा।। बादू सन्तति-चक्रहृदा, सिड़ली बासी।। विरपुर पनिचोभ-रातू सन्तति-सुन्दरवाल।। हारू सन्तति करियन।। वास्तु सन्तति-मिट्टी।। महेश्वरापत्य-देशुआल।। दिनकर मधुकरापत्य-जरहरिया ।। रामेश्वरसन्तति चन्द्रकरापत्य-अलदाश।। विर सन्तति केशवापत्य-भरौर, शहजादपुर, वलिया समेत।। वासुदेव सन्तति ददरी।। सोनेसन्तति-ब्रहमौलि।। धराई सन्तति-अमरावती-रातू सन्तति-करिहया, उसरौली आदित्यडीह।। हरिश्वरापत्य-डीहा।। सोमेश्वर-बधांतडीह।। रधु: रामपुर डीटा रवि गोपाल-तरौनी।। हरिशर्म्मापत्य-महुआ।। बाटनापत्य-तरौनी, बैगनी।। रूचिशर्म्मा-जगन्नाथ, भटिरभ।। शुचिनाथापत्य-ततैल ।। शशिधर-ब्रह्मपुर नेहरा,भवनाथापत्य पुरसौली।। देवादित्यापत्य-पुरूषौली।। ऐते पनिचोभ ग्राम:।। अथ कुजौली ग्राम:-गोपाल सन्तति-हरिश यशोधर-बेहटा।। सुपन, नाँथू , पौथू लक्ष्मीकर-भरवरौली।। जीवे, जोर-मलंगिया।। मेधाकर-वनकुजौली।। रातू सिम्मुनाम कन्धराइन।। सुरपति।। वड़साम ।। गणपति-दिगउन्ध।। लक्ष्मीपति-महिन्द्रवाड़।। चण्डेश्वरहरि-दिगउन्द साने-लोड़ाम, महोखरि।। विष्णुकर-परसौनी।। रूपन-कन्धरानि।। सोम-लोआम।। राजूसन्तति सुधाकर-सरावय।। लक्ष्मीकर सुत प्रज्ञाकर अमृतकर-वेजौली। देवादित्य-दिशौडि।। चन्द्रकरापत्य-खयरा।। प्रितिकर-बेलहवाड़।। वेदग्डीह कुजौली।। विरेश्वर-रूदनिग्राम।। भव बैकक, मल्दडीहा।। परान्त सन्तति-नेत्राम।। ऐते कुजौली।।*

*(14) "14"*

*अथ गोत्र पत्र्जी लिखयते।।:-शाण्डिल्ये दिर्धोष: सरिसब, महुआ,पर्वपल्ली (पबौली) खण्डबला, गंगोली, यमुगाम, करियन, मोहरि,संझुआल, भडार:।। पण्डोली जजिवाल, दहिमत, तिलई, माहव.सिम्मुनाम सिहांश्रम, ससारव: (सोदरपुर) स्तलित कड़रिया, अल्लारि,होईया, समेत तल्हनपुर, परिसरा, परसंडा, वीरनाम, उत्तमपु कोदरिया,धतिमन, बरेबा मधवाल, गंगोरश्रय, भटौरा, बुधौरा ब्रह्मपुरा कोइयार,केरहिवार, गंगुआलश्च, धोसियाम, छतौनी, मिगुआल ननौती,तपनपुरश्रवा।। इति शाणि अथ वत्स गोत्र:-पल्ली (पाली) हरिअम्ब,तिसुरी, राउढ़ टंकबाल धुसौत, जजुआल, पहद्दी जल्लकी (जालय) मन्दवाल, कोइयार, केरहिवार, ननौर, उढ़ार प्रथि करमहाबुधवाल, भड़ार लाही, सोइनि सकौना, फनन्दह, मोहरी, बढ़वाल तिसउँत वरूआली पण्डोलि, बहेरादी, बरैवा, भण्डारिसम, बभनियाम, उचित, तपनपुरा,बिढुका नरवाल, चित्रपल्ली, जरहरिया, रतवाल, ब्रह्मपुरा सरौनी।। एते वत्स गोत्र अथ काशयप गाम दानशौर्य्य प्रतापैश्च प्रसिद्धा यत्र पार्थिवा: ओइनिसा सर्वत: श्रेष्ठा स्वस्व धर्म प्रवर्तिका:।। ओइनि, खौआला संकराढ़ी, जगति, दरिहरा, माण्डर बलियास, पचाउट, कटाई, सतलखा पण्डुआ, मानिछा मेरन्दी मडुआल: सकल पकलिया बुधवाल, पिमूया मौरि जनक भूतहरी महा काशयपे छादनश्च, थरिया, दोस्ती, मरेहा,कुसुमालंच, नरवाल, नगुरदहश्रप ।। एते काश्यप गोत्रा:।।*

*(15)*

*अथ पराशरं गोत्रः-नरउन सुरगन सकुरी सुइरी पिहवाल, नदाम महेशरि सकरहोन्नश्च सोइनि तिलै करेवाचापि।। एतेपराशरगोत्र अथ कात्यायन गोत्रः कुजौली, ननौत, जल्लकी, वतिगाम्रश्च।। एते कात्यायन गोत्राः।। अथ सावर्ण गोत्रः सोन्दपुर, पनिचोभ करेवा नन्दोर मेरन्दी।। अथ अलाम्वुकाक्ष गोत्रः वक्ष्याम्प्रलाम्बुकाक्ष कटाई, ब्रह्मपुरा चापि। ।। अथ कौशिक गोत्रे-निखूति अथ कृष्णात्रयगोत्रः लोहना बुसवन सान्द्र पोदोनी च०।। अथ गौतम गोत्रः-ब्रह्मपुरा उत्तिमपुर कोइयारं चापि गौतमो।। अथ भारद्वाज गोत्रः एकहरा बेलउँच (विल्वपंचक) देयामश्रापि कलिगाम भूतहरी गोढ़ार गोधोलिचा।। एते भारद्वाज गोत्रा अथ मोदगप्यै गोत्रः मौदगल्यै एतवालो मालिछस्तथा दीर्घोषोपि काप्य जल्पकी तत्र वर्त्तते।। एते मोद्गगल्यौ गोत्रा।। अथ वशिष्ठ गोत्रः कौशिल्ये पुनश्च कोथुआ विष्णुवृद्धि वाल।। एते वशिष्ठ गोत्राः।। अथ कौण्डिल्य गोत्रः एकहटयूविशल्यु पाउन स्पी गोत्राश्रच।। एते कौण्डिल्यगोत्र।। अथ परसातंडी गोत्र-केटाई।।*

